छलाह जे कृषियोग्य भूमिक सर्वेक्षण कए ओहिपर कर लगेबाक अनुशंसा करैत छलाह। **बलि, भाग, होग, कर, हिरण्य, उदक भाग, उद्रंग, सीत** आदि कैक प्रकारक कर होइत छल। एहिमे किछु कर तँ बड्ड कष्टकर छल। उपरोक्त शब्दक विश्लेषण करबामे विद्वान लोकनिक बीच मतभेद छन्हि तथापि उपरोक्त सबटा कर प्रचलित छल सेहो मान्य अछि। एकर अतिरिक्त **शुल्क, क्लिप्त, उपक्लिप्त, प्रणय, विष्टी, उत्संग** आदि सेहो करेक क विभिन्न नाम छल आर ई राजकीय आयक मुख्य श्रोत मानल जाइत छल। ई सब प्रकारक कर मिथिलामे व्याप्त छल आर ओहि ठामसँ प्राप्त शिलालेख आर तत्सम्बन्धी प्राचीन साहित्यमे सेहो एकर उल्लेख अछि।

**सामूहिक आर्थिक जीवन**:- बौद्ध साहित्यसँ इहो स्पष्ट होइछ जे मिथिलामे मिलि जुलिकँ रहबाक व्यवस्था आर श्रेणीवद्ध भए काज करबाक आदत बहुत पुराण अछि। जातक कथासँ ई ज्ञात होइत अछि जे विदेहक निवासी बंगाल होइत समुद्रक मार्गसँ विदेह जाए व्यापार करैत छलाह। ओ लोकनि एहि हेतु सामूहिक व्यवस्था करैत छलाह आर **नाव** आर **जहाज** सेहो बनबैत छलाह। विदेहमे बाहरोसँ व्यापारी लोकनि अबैत छलाह। एहि मानेमे पूर्व पश्चिम दुनूसँ मिथिलाक घनिष्ट सम्बन्ध छल। आर्थिक जीवनक क्षेत्रमे एहि प्रकारक सामूहिक संगठन लाभदायक सिद्ध होइत छल आर मैथिल लोकनि लोकनि एहिसँ विशेष लाभांवित होइत छलाह। बृहदारण्यक उपनिषदसँ एकर प्रमाण भेटैत अछि। समूहिकताक हेतु **गण, ब्रात, पूग, संघ, जाति, श्रेणी** आदि शब्दक व्यवहार होइत छल। '**श्रेणी**' मूलतः व्यापारी लोकनिक संगठन छल। व्यापारी लोकनि व्रार्णक कहबैत छलाह। व्यापारक संचालनक हेतु व्यापारी लोकनि अपन '**श्रेणी**' आर संघ बनबैत छलाह। किछु गोटए एकरा गणक संज्ञा सेहो दैत छथि। रामायण महाभारतमे सेहो व्यापारी संघक उल्लेख भेटैत अछि। रामायणमे '**नैगम**' शब्दक व्यवहार भेल अछि। वैदिक साहित्यक 'श्रेष्ठी' आर उपनिषदक '**श्रोष्ठिन**' शब्दो सेहो सामूहिकताक परिचायक थिक। मनु आर पाणिनिमे सेहो **श्रेणी** शब्दक उल्लेख अछि।

बौद्ध साहित्य तँ **श्रेणी** शब्दसँ भरले अछि। **लोहार, सोनार, कुम्हार, तेली, व्यापारी, मछुआ, कुमार** इत्यादि लोकनिक अपन अलग अलग **श्रेणी** होइत छलैक। हुनका लोकनिक अपन नियम कानून सेहो भिन्ने छलन्हि। ओ लोकनि अपन नियम अपने मिलिकँ बनबैत छलाह। हिनका लोकनिक मध्य जे कोनो मतभेद होइत छलन्हि तँ ओकरो निपटारा ओ लोकनि अपन संघेक द्वारा करैत छलैथ। संघ श्रेणीक प्रधान लोकनिकँ राजदरबारमे समादर होइत छलन्हि आर कानून इत्यादि बनेबा काल हुनका लोकनिक राय विचार लेल जाइत छलन्हि। मिथिलाक महत्वक वर्णन एहि दृष्टिकोणे महाउमग्ग जातकमे अछि जाहिसँ ई ज्ञात होइत अछि जे नगरक चारू कोनमे निगमक संगठन छल।

**श्रेणी**क प्रधानकँ **प्रमुख, प्रधान, जेट्ठक** अथवा **सेठी** कहल जाइत छलैक। **कमार, सोनार, लोहार, मालाकार, ताँती, कुम्हार** आदि सभ वर्गक अपन अपन प्रधान होइत छलैक। श्रेणीक अंतर्गत काज केनिहार पदाधिकारीक वेतन इत्यादि श्रेणीसँ देल जाइत छलैक। समय समयपर राजा श्रेणीक प्रधानकँ विचार विमर्श करबाक हेतु बजबैत छलथिन्ह। व्यापारी वर्गक प्रतिनिधिकँ बरोबरि राजदरबारसँ सम्पर्क राखे पड़ैत छलैक। **श्रेणी**कँ बहुत रास वैधानिक अधिकार सेहो प्राप्त छलैक। सामूहिक जीवनक सभसँ पैघ प्रमाण हमरा वैशालीक उत्खननसँ प्राप्त अवशेष सबसँ भेटइत अछि। **सार्थवाह, कुलिक, निगम** आदि शब्दक व्यवहार ओहिठाम प्रचुर मात्रामे भेल

अछि। नगर शासनमे हिनका लोकनिक बड्ड पैघ हाथ छलन्हि। ओहिठामक बहुत मुद्रापर "**श्रेष्ठी निगमस्य**" उल्लिखित अछि आर ओहिपर बहुत गोटएक नाम सेहो भेटैत अछि जेना **हरि, उमा भट्ट, नागा सिंह, सालिभद्र, धनहरि, उमापालित, वर्ग्ग, उग्रसेन, कृष्ण दत्त, सुखित, नागदत्त, गोण्ड, नन्द, वर्म्म, गौरिदास** इत्यादि ई सभ गोटए कुलिक छलाह। सार्थवाहमे डोड्डकक नाम आर श्रेष्ठिमे षष्ठिदत्त आर श्रीदासक नामक उल्लेख अछि। बेगूसरायसँ प्राप्त एकटा माँटिक मुद्रापर '**श्री समुद्र**' आर दोसरपर '**सुहमाकस्य**' लिखल भेटैत अछि। वैशालीमे बैकिंग प्रथाकेँ चालू रखबाक श्रेय हिनके लोकनिकेँ छन्हि आर वैशाली व्यापारी एवँ सम्पत्तिधारी लोकनिक केन्द्र छल। एहि युगमे मैथिल लोकनि अपन आश्चर्यकारी साहसिक भावनाक परिचय देने छलाह।

उद्योग व्यापारक स्थानीयकरणक कारण श्रेणीकेँ बल भेटल छलैक आर व्यापारक उत्कर्षक कारणे **सेट्ठी** लोकनिक उत्थान भेल छल। अपन संगठनकेँ मजबूत ककए रखबाक आवश्यकता अहू लेल छलैक जे हुनका लोकनिकपर कोनो कोनसँ कोन प्रकार घातक आक्रमण नहि आर हुनका लोकनिक स्वार्थपर आँच नहि आबे। सामूहिकताक भावनासँ जे बल भेटैत छैक तकर अनुभव ओ लोकनिक लेने छलाह आर ओकर लाभकेँ देखि चुकल छलाह। हुनक संगठित शक्तिकेँ नजर अन्दाज आब शासको नहि क सकैत छलाह। प्रत्येक व्यवसायक पृथक पृथक सघ छल। मुग्ग पक्क जातकमे १८टा **श्रेणी (गिल्ड)**क उल्लेख अछि। रमेश मजुमदार २७टा **श्रेणी (गिल्ड)**क उल्लेख केने छथि। एकटा **जातक**मे मिथिलाक चारिटा श्रीणीक उल्लेख अछि। श्रेणी कैक प्रकारक अर्थ व्यवस्थाक सहायक छल।

- i) बैकिंङ्ग प्रणालीकेँ जीवित राखब।
- ii) सब तरह वस्तुकेँ न्यास रूपमे सुरक्षित राखब।
- iii) कर्ज देबाक व्यवस्था करब।
- iv) अपना क्षेत्रक अंतर्गतक भूमिक व्यवस्था करब।
- v) राजस्व ओसुलीक काजमे सहायता देब।
- vi) आपसमे सद् भावना बनाके राखब।
- vii) अपना सदस्यक दिसि ठीका, पट्टा इत्यादि लेबाक व्यवस्था करब।
- viii) बिक्री व्यवस्थाकेँ नियमित करब।
- ix) अपना सदस्यकेँ अनुशासित राखब आर समय समयपर सामयिक कर लगाएब।
- x) सामूहिक कार्यक व्यवस्था करब।

- xi) आवश्यक वस्तु जात पैदा करब।
- xii) विज्ञापन प्रसारित करब।
- xiii) आवश्यकता भेलापर स्थानीय तौरपर व्यवहारक हेतु सिक्का बाहर करब।

श्रेणीकेँ समाज आर राज्यमे प्रतिष्ठित स्थान प्राप्त छलैक। जातकक अनुसार भाण्डागारिकक कार्यक्षेत्र श्रेणीक निरीक्षण धरि सीमित छल। श्रेणीक नियमक मान्यता राजाकेँ देमए पड़ैत छलन्हि। प्राचीन कालक सामूहिक जीवनमे एकर विशेष महत्व छलैक आर जातकक अनुसार मिथिलामे सेहो श्रेणी बद्ध सामूहिक जीवनक प्रमाण भेटैत अछि।

**व्यापार एवँ उद्योग**:- अति प्राचीन कालसँ मिथिलामे उद्योग आर व्यापारक काफी प्रगति भेल छल। मिथिला चारू कात नदीसँ घेरल अछिये आर तैं आवागमनक कोनो असुविधा कहियो रहबे नहि केलैक। विदेह्सँ तक्षशिला धरि राजमार्ग बनले छल। **जातक** सभ तँ मिथिलामे उद्योग व्यापार सम्बन्धी कथा सभसँ भरल अछि। विदेहमे बाहरोसँ व्यापारी अवइत छलाह आर चीज बिक्रय करबाक हेतु श्रावस्तीक व्यापारी वैशाली आर विदेह मुख्य व्यापारक मार्गपर छल। राज गृह, कौशाम्बी, पाटलिपुत्र, वैशाली, कुशीनगर, कपिलवस्तु, श्रावस्ती आर मिथिलाक बीच आवागमनक मार्ग प्रशस्त छल। कश्मीरसँ होइत गाँधार धरि मिथिलासँ सोझे एक सड़क अबैत छल जकरा मिथिलासँ उज्जैन, बनारस, चम्पा, ताम्रलिप्ति, कपिलवस्तु, इन्द्रप्रस्थ, शाकल, कुशावती, पाटलिपुत्र आदि स्थानक सड़कसँ सम्बन्ध छल। सामुहिक व्यापारकेँ इ लोकनि बड्ड महत्व दैत छलाह आर समुद्रमे चलए बाला जहाजकेँ '**वाहनम्**' कहैत छलाह। मैथिल लोकनि दक्षिणी चीनमे अपन एक साँस्कृतिक उपनिवेश सेहो बसौने छलाह आर ओतए किछु स्थानक नाम विदेह आर मिथिला सेहो रखने छलाह। रामायणमे वैशालीकेँ उद्योग व्यापारक केन्द्रक संगहि एकटा बन्दरगाह से कहल गेल अछि। चीन, तिब्बत आर नेपालक संग मिथिलाक व्यापारिक सम्बन्ध छल।

सूती कपड़ाक कारबार ताहि दिनमे मिथिलामे बेसी होइत छल। बौद्ध साहित्यक अध्ययनसँ एहि पक्षपर विशेष प्रकाश पड़इयै **तंतु, ताँती, तंतभण्ड, तंत वित्थनम्** आदि शब्द ताँतीसँ सम्बन्धित काजक संकेत दैत अछि। मिथिलाक '**कोकटी**' अखनहुँ प्रसिद्ध अछि आर तखनहुँ प्रसिद्ध छल। एकर अतिरिक्त मिथिलाक मुख्य उद्योगमे अवइत अछि **चीनी, तेल, हड़डीपर कैल काज, धातु उद्योग, वेंत, तारक पातक बनल वस्तु, सिलाई+फराई,** इत्यादि। जहिना आई ई सब वस्तुक हेतु मिथिला प्रसिद्ध अछि तहिना प्राचीन कालहुमे छल। कुसियारक चर्च तँ तेरहम शताब्दीक तिब्बती यात्री सेहो कएने छथि। ढ़ोल, बाजा, आर अन्यान्य छोट मोट उद्योगक निर्माण सेहो मिथिलामे होइत छल। युद्ध कालीन अस्त्र शस्त्र सेहो बनैत छल आर कहल जाइत अछि जे लिच्छवीक विरूद्ध युद्ध शुरू करबाक कालमे अजातशत्रु **रथ मूसल** आर '**महाशील कांतार**' सन यंत्रक व्यवहार केने छलाह। लिच्छवी लोकनि कुंकुम आर सुगन्धित द्रव्यक व्यापार करैत छलाह। कमार लोकनि काठपर तरह तरहक कलाकारी करइत छलाह आर पाथर धातुक माला सेहो बनबैत छलाह। माँटिक सौन्दर्यपूर्ण वासन आदि बनैत छल आर ओहिपर तरह तरहक पालिश आर

कलाकारी होइत छल। माँटिक बासन एकटा कारी चमकैत पालिश होइत छल जकरा "**नादर्न ब्लैक पालिश वेयर**" कहल जाइत छलैक आर जे समस्त भारतमे एकर माँग छल। मिथिलाक विभिन्न क्षेत्रसँ ई प्रचुर मात्रामे प्राप्त भेल अछि।

मिथिलामे कपूर, चानन, नोन, रेशमी, उन, अफीम, कागज, सोना, तामा, पाथर, चूना, आदि वस्तु बाहरसँ मंगाओल जाइत छल। व्यापारिक दृष्टिकोणसँ मिथिलाक सम्पर्क पूबमे ताम्रलिप्ति आर पश्चिममे भरू कच्छसँ छलैक। मिथिलासँ सभ प्रकार अन्न, दलहन आदि वस्तु बाहर जाइत छल। फल फलहारी से बाहर पठाओल जाइत छल। व्यापारक दृष्टिकोणे निम्नलिखित पथ महत्वपूर्ण छल—

- i) मिथिला—राजगीर
- ii) मिथिला—श्रावस्ती
- iii) मिथिला—कपिलवस्तु
- iv) विदेह—पुफलावती
- v) मिथिला—चम्पा
- vi) मिथिला—सिन्धु
- vii) मिथिला—प्रतिष्ठान
- viii) मिथिला—ताम्रलिप्ति
- ix) मिथिला—नेपाल—तिब्बत

स्थल मार्गक अतिरिक्त ई लोकनि समुद्र मार्गक व्यवहार सेहो करैत छलाह। गण्डकसँ गंगा आर चम्पाक मार्ग बाटे ई लोकनि ताम्रलिप्ति धरि पहुँचैत छलाह आर ओहिठामसँ सुवर्ण भूमि आर अन्यान्य स्थानपर जाइत छलाह। जातकक कथासँ ई ज्ञात होइछ जे सिन्धुक घोड़ाक व्यवहार मिथिलामे होइत छल आर सिन्धुक सम्पर्क भेलासँ मिथिलाक व्यापारिक सम्बन्ध पश्चिमोसँ घनिष्ट हैव बुझि पड़इयै। भारतक व्यापारी लोकनि वेविलोन धरि जाइत छलाह तैं संभव जे मैथिल व्यापारी सिन्धु बाटे आन व्यापारी सब संग ओम्हर जाइत होथि। प्रशस्त स्थल आर समुद्र मार्गक कारणे मिथिला का व्यापारिक प्रगति अपन उत्कर्ष पर छल आर **जातक** एकर सबूत अछि। (एहि विषय पर विस्तृत अध्ययनक हेतु देखु—मुहम्मद अलीक लिखल— "**इकोनौमिक हिस्ट्री आफ मिथिला**")।

मौर्य युगकेँ मंगलकारी राज्यक युग कहल गेल छैक। एहि युगमे जनताक सर्वांगीण आर्थिक जीवनक नियंत्रण राज्यक माध्यमसँ होइत छल। खान इत्यादिपर राज्यक प्रभुत्व छल। राज्यक जमीन आर कृषि कार्यक निरीक्षणक हेतु अधीक्षक नियुक्त होइत छलाह। राज्यक प्रत्येक विभागक हेतु अलग अलग निरीक्षक रहैत छलाह। राज्यक दिसिसँ कृषिकेँ विशेष महत्व देल जाइत छलैक आर जनकल्याणकेँ ध्यानमे राखि ई स्वाभाविको छल। बंजर जमीन सभमे खेती करबाक हेतु शूद्र लोकनिकेँ बसाओल जाइत छलैक। पुरोहित आर विद्वान ब्राह्मण लोकनिकेँ दानमे जमीन भेटैत छलैक। सिंचाई पटौनी आर मालक व्यवस्था राज्यक दिसिसँ होइत छलैक। प्राकृतिक उपद्रवसँ बचबाक हेतु राज्यक दिसिसँ सभ प्रभन्ध होइत छल। गाम सभमे सहयोग समितिक व्यवस्था सेहो छल आर केओ एहिमे सम्मिलित नहि होइत छलाह हुनका दण्डित कैल जाइत छल। उद्योग, व्यापार आर वाणिज्य सेहो प्रगतिक पथपर छल। प्रशस्त राजमार्गक व्यवस्थासँ व्यापारक प्रगतिमे सहायता भेटैत छलैक। बाजारमे निर्धारित मूल्यपर सभ वस्तुक बिक्री होइत छल आर मूल्य नियंत्रण आर वेतन निर्धारणक सिद्धांतक प्रति पादन आइसँ २३००वर्ष पूर्व कौटिल्य केने छलाह। जे केओ राज्यकर देबामे असमर्थ छलाह हुनका ओहि बदलामे बेगारी करए पड़ैत छलन्हि। व्यापारीकेँ पूर्ण मात्रामे कर देमए पड़ैत छलन्हि।

गुप्त युगमे कोनो विशेष परिवर्त्तन देखबामे नहि अवइयै। **कृषि, उद्योग, व्यापार**क प्रगति अहुयुगमे भेल। वैशालीसँ प्राप्त मुद्रा एहि युगक आर्थिक जीवनपर प्रकाश दैत अछि। फाहियान आर हियुएन संगक यात्रा विवरणसँ ई ज्ञात होइछ जे मिथिलाक आर्थिक अवस्था ओहि युगमे बेजाय नहि छल। एहि युगमे सामंतवादी प्रथाक विकास भेल। लोककेँ आब जमीन्दारी प्रथाक अनुभव होमए लागल छलन्हि। जनताक विशिष्ट समूह अहुखन गामेमे बसैत छल आर कृषि आजीविकाक प्रधान आधार छल। '**कर**'क मात्रामे हेर फेर आब जमीनक अनुसारे हैव प्रारंभ भेल। जाहिठाम पटौनीक व्यवस्था छल ताहिठाम कर वेसी लगैत छलैक आर वंजर जमीनक कम। हियुएन संगक अनुसार एहिठामक किसान होइत छलाह आर अधिक अन्न उपजबैत छलाह। जमीन मूलरूपसँ तीन भागमे बाँटल जाइत छल

i) **गोचर** जाहिमे भिन्न प्रकारक घास उपजैत छल।

ii) **बंजर** कोनो प्रकारक उपजा नहि होइत छल।

iii) **उपजाऊ**

हाटक व्यवस्था सेहो प्रारंभ भए गेल छल। हाटक निरीक्षणक हेतु '**हट्टपति**' नामक एकटा अधिकारी सेहो नियुक्त होइत छलाह। ब्राह्मन आर क्षत्रियकेँ कर रहित जमीन छोट छोट टुकड़ामे बाँटि चुकल छल। भूमि नापबाक प्रणाली प्रचलित भए चुकल छल आर गुप्तयुगमे एकरा कुलवाप्य कहल जाइत छल। अन्न नापबाक प्रणाली सेहो प्रचलित भए चुकल छल आर ओकरा '**द्रोण**' कहल जाइत छलैक। खेतीबारी हरसँ होइत छल।

एहि युगमे व्यापारक प्रगति सेहो खूब भेल छल। एहियुगमे बहुतो गोटए मिथिलासँ काशी जाइत छलाह। सिक्काक रूपमे कौड़ीक प्रचलन सेहो भऽ चुकल छल। लहना तगादाक व्यवसाय वेश बढ़ल चढ़ल छल आर सूदक दर ९% सँ १२% धरि छल। भोजन वस्त्रक सामग्री एकठामसँ दोसर ठाम पठाओल जाइत छल। कैक प्रकारक आभूषण बनाओल जाइत छल। एक स्थानसँ दोसर स्थान सामान बैलगाड़ी आर नावपर पठाओल जाइत छल। आर सभपर चूंगीकर सेहो लगैत छलैक। एक बैलगाड़ीपर बीस बोझसँ बेसी सामान लदलासँ दू टाका शुल्क लगैत छल। कथा सरित्सागरसँ ज्ञात होइत अछि जे काशीक चारूकात रस्ताक जाल बिछाओल छल। पुण्ड्रवर्द्धनसँ पाटलिपुत्र धरि मिथिले बाटे रस्ता छल। एहि सबसँ स्पष्ट होइछ जे प्राचीन मिथिला सब तरहे सम्पन्न छल। आर देश विदेशसँ ओकर सम्पर्के बनल छलैक। सामान्य मनुक्खक जीवनमे कोनो विशेष परिवर्त्तन नहि भेल छलैक। धनी लोकनि अपना धनकेँ गारिकेँ रखैत छलाह।

मध्ययुगीन मिथिलाक आर्थिक इतिहासक जनबाक हेतु साधनक अभाव अछि तथापि तत्कालीन साहित्यक अध्ययनसँ हमरा लोकनिकेँ पर्याप्त ज्ञान प्राप्त होइछ। ज्योतिरीश्वरक **वर्णरत्नाकर**मे एहि युगक आर्थिक स्थितिक विवरण भेटइत अछि। ओहि ग्रंथसँ ई प्रतीत होइछ जे ताहि दिनमे मिथिलाक ग्रामीण स्वर प्राञ्जल भए उठल छल। चाउर, जौ, विभिन्न प्रकारक दालि, बाजरा, मटर, तेलहन, कुसियार, रूई, पिआज, लहसून, दाना इत्यादि मिथिलामे प्रचुर मात्रामे उपजैत छल। चूडा आर चाउरक भूजाक उल्लेख सेहो भेटैत अछि। सोआ, मेथी, मंगरैल आर सोंफक खेती सेहो होइत छल। आम, खजूर, नेमो, नारंगी, अनार, अंजीर, जामून, कटहर, सपाटु, लताम, पपीता आदि फलक उल्लेख सेहो भेटैत अछि। चूड़ा दहीक प्रथा विशेष प्रचलित छल। अन्न रखबाक हेतु बखारी बनैत छल। चीनी आर गूड़क प्राचुर्य छल। पानक बड़का व्यवसाय मिथिलामे होएत छल। पान लगेबाक विधिपर ज्योतिरीश्वरतँ विभिन्न प्रकारक विधानो बतौने छथि। ओहिमे तरह तरहक मशाला पड़इत छलैक आर ओ सभ मशाला देशक विभिन्न भागसँ मनाओल जाइत छलैक।

तीस प्रकारक वस्त्रक वर्णन ज्योतिरीश्वर स्वयं कएने छथि। दामी वस्त्रक अंगपोछा बनैत छल। ओ रंगरेज आर मुशहरीक उल्लेख सेहो कएने छथि। विभिन्न प्रकारक धातुसँ अनेकानेक प्रकार बासन बर्त्तन बनैत छल। वर्णरत्नाकरमे अष्ट धातुक उल्लेख सेहो भेल अछि लोहा आर अन्यान्य धातु गलेबाक कलामे मैथिल निपुण होइत छलाह। एहिठामक लोहार लोहा गलाकेँ हऽर, खुरपी, कैंची, चक्कू, कुरहड़ि आदि बनबैत छलाह। खपरैल घरक उल्लेख सेहो भेटैत अछि। कमार लोकनि काठक अनेको वस्तु बनबैत छलाह। ज्योतिरीश्वर ३६प्रकार शास्त्रा शस्त्रक उल्लेख केने छथि।

वर्णरत्नाकरसँ ज्ञात होइछ, जे मैथिल लोकनि तंजोर, सिलहट, अजमेर, कँची, चोलप्रदेश, कामरूप, बंगाल, गुजरात, काठियावाढ़, तेलगंना, आदि स्थान सभसँ अपन वस्त्र मंगबैत छलाह। ओहिमे श्रीखण्ड, मलय आर सूरतक उल्लेख सेहो अछि। नाव बनेबामे मैथिल लोकनि सिद्धहस्त छलाह। एकर विवरण धर्मस्वामी सेहो उपस्थित केने छथि। नाव सबमे सिंह, बाघ, घोड़ा, बत्तक, साँप, माँछ आदिक चेन्ह रहैत छल। नाव बनेबामे मैथिल लोकनि अपन सौन्दर्य बोधक परिचय दैत छलाह।

स्वास्थ्यपर सेहो विशेष ध्यान देल जाइत छल। मिथिला ताहिदिनमे दूध दहीक हेतु प्रसिद्ध छल आर ओहिठाम लोग स्वस्थ होइत छल। देहक श्रृंगारक संग देहक सेवाक विन्यास सेहो छल। देह मालिश कएनिहारकेँ मरदनिया कहल जाइत छलैक। भोजनमे गरम मशालाक प्रयोग होइत छल। आर शरीरक सौन्दर्यक हेतु अगुरू, कर्पूर आदिक व्यवहार प्रचुर मात्रामे होइत चल। जीवनक एहन कोनो अंश अथवा सौन्दर्य सामग्रीक एहेन कोनो अवयव नहि जकर उल्लेख वर्णरत्नाकरमे नहि हो। पंचशायकमे एक दिसि स्त्रीक प्रसाधनक सभ विषयक वर्णन अछि तँ दोसर दिसि परिवार नियोजन आर गर्भ निरोधक तकक विधि लिखल अछि। कामसूत्रसँ कोनो अंशमे एहि ग्रंथक महत्व कम नहि अछि। **ज्योतिरीश्वरक वर्णरत्नाकर, पंचशासक आर विद्यापतिक कीर्तिलता एवँ लिखनावली** पढ़लासँ बहुत बातक ज्ञान होइछ।

विद्यापतिक लिखनावलीसँ ई ज्ञात होइत अछि जे राजस्वकर सेहो वसूल होइत छल। भूमि नपबाक उल्लेख सेहो ओहिमे अछि। दानपत्रक सूची सेहो राखल जाइत छल। एहि ग्रंथमे ऋण पत्र, खेती व्यवस्थापत्र, बन्धकी व्यवस्थापत्र आदिक विवरण भेटइत अछि। दानवाक्यावलीमे राहरि, साठी आर लतामक चर्च अछि आर ओहिमे कैक प्रकारक वस्त्रक उल्लेख सेहो भेल अछि कार्पासिक वस्त्र, समेम वस्त्र, क्षौम वस्त्र, कौशेय वस्त्र, कुश वस्त्र, कृमिज वस्त्र, मृगलोमजवस्त्र, वृक्षविक संभव वस्त्र आर आविक वस्त्र। कीर्तिलतामे बाजार, हाट, नगर, आदिक विशिष्ट वर्णन अछि। बजारमे पनहट्टा, धनहट्टा, सोनहट्टा, पकवानहट्टा, मछहट्टा इत्यादिक उल्लेख अछि। ओहि ग्रंथमे दरिद्रताक उल्लेख सेहो अछि। तत्कालीन दरिद्रताक विवरण ओहिमे अछि। कीर्तिपताकामे विद्यापति कहने छथि जे राजाक मुख्य कर्त्तव्य होना चाही दरिद्रताकेँ खतम करब। ऋणक उल्लेखो कीर्तिलतामे अछि आर दरिद्रताक विवरण तँ पदावलीक कतेको गीतमे। आर्थिक इतिहासक दृष्टिकोणसँ इ युग अखनो एकटा विशिष्ट अध्ययनक अपेक्षा रखइयै कारण नेऽ तँ उपेन्द्र ठाकुर आर नेऽ मोहम्मद अकीक एहि कालपर कोनो प्रकाश देने छथि। थोड़ बहुत विवरण हम मिथिला इन द एज आफ विद्यापतिमे कैल अछि। मुसलमानी प्रसारसँ आर्थिक जीवनक रूपरेखामे सेहो थोड़ेक परिवर्त्तन भेलैक मुदा तइयो मैथिल अपन कट्टरताक कारणे आन प्रांतक अपेक्षा एहिठाम अपनाकेँ फराकेँ रखलन्हि आर अपन विधि विधानकेँ यथा शक्ति सुरक्षित सेहो।

मुसलमानी शासन कालमे मिथिलाक आर्थिक जीवनमे कोनो विशेष उल्लेखनीय प्रगति नहि भेलैक अपितु स्थिति यथावते रहलैक। शाहजहाँक समयमे जखन समस्त भारतमे अकालक स्थिति उत्पन्न भेलैक तँ मिथिलो ओहिसँ वाँचल नहि रहल। कास्तकार आर सामान्य किसानक स्थिति बड़ड दयनीय भऽ गेलैक। तिरहूतमे ताहि दिनमे बंजारा लोकनिक उपद्रव जोरपर छल। बरानिअरक यात्रा विवरणसँ ज्ञात होइछ जे बंजारा समस्या उभरिकेँ ऊपर आएल छल। कृषक लोकनिक स्थिति बदत्तर भऽ गेल छल आर औरंगजेबक परोक्ष भेलापर तँ स्थिति आर चिन्तनीय आर दयनीय भऽ गेल छल। भारतमे अंग्रेज आर अन्यान्य विदेशी लोकनिक कारवार आ व्यापार शुरू भऽ गेल छल आर शोषण प्रक्रियामे एकटा नव गति आवि गेल छलैक। १७५७मे पलासीक लड़ाईक बादक स्थितिकेँ भारतीय अर्थनीतिक इतिहासमे अंधकारपूर्ण कहल गेल अछि। अंग्रेज, मुसलमानी अमला फैला, हिन्दू जमीन्दार, बंजारा, सन्यासी सभ मिलिकेँ जनताकेँ लूटबामे लागल छल आर संगहि अपन अपन जेबी गरम करबामे। देशक चिन्ता

ककरोनहि छलैक। चारूकात हाहाकार आर अकालक स्थिति छल। १७५७क पछातिमे मिथिलामे बरोबरि अकाल पड़ैत रहल। बेकारीक समस्या उत्पन्न भऽ गेल। कृषि आर उद्योगक स्थिति दिन प्रतिदिन खसए लागल। तिरहूतक गामक गाम उजार होमए लागल।

१७७०मे बड़का अकाल पड़ल आर ओहिठामक लोग खेती बारी छोड़िकेँ पड़ाए लागल। ओहि वर्षमे दरभंगाक विशेष भागमे चासक कोनो काज नहि भऽ सकल आर स्थिति एहेन भऽ गेल जे १७८३मे दरभंगाक कलक्टर एहि आशयक प्रस्ताव रखलन्हि जे अवध प्रांतसँ खेतिहर मंगाकए दरभंगामे खेतीक व्यवस्था कैल जाइक। एहि अकालक कारण मुजफ्फरपुरक कलक्टरीसँ प्राप्त कागज सभसँ ज्ञात होइछ। हाजीपूरसँ पुर्णियाँ धरि अभूतपूर्व अकाल पड़ल छल। एकर मुख्य कारण ई छल जे सरकार अकारण सभ बातमे हस्तक्षेप करैत छल, आवागमन एवँ यातायातक असुविधा छल आर ताहि दिनमे केओ एहेन योग्य नेता नहि छलाह जे एहि सभहिक निराकरणक कोनो प्रयास करितैथि। एहेन अराजक स्थितिमे जकरा जतए जे हाथ लगैक से सैह करेऽ आर जमीन्दारी अत्याचार आर शोषणक तँ कोनो कथे नहि छल। १७८२मे बाध्य भऽ कए ई नियम बनबे पड़लैक जे बिना अंग्रेजी सरकारक अनुमतिकेँ केओ जमीन्दार अपन जमीनकेँ एम्हर आम्हर नहि कऽ सकइयै। वार्थहस्ट्र साहेब १७८७मे तिरहूतक शासक भेला। दरभंगाक महाराज आर इस्ट इण्डिया कम्पनीक बीच एहि प्रश्नकेँ लकए बरोबरि झंझट होइते रहलन्हि (देखु हमर '**द खण्डबालज आफ मिथिला**')। स्थिति एहेन विभत्स भऽ गेल छल जे परगन्ना पचही, आलापुर आर भौरमे किछु उपजावारी नहि होइत छल आर ई सभ जंगलमे परिवर्त्तित भऽ गेल छल। एहि सभ क्षेत्रमे जंगली जानवरक वास भऽ गेल छल। अंग्रेजकेँ अपन राज्यक सुरक्षाक चिंता छलन्हि आर जमीन्दार लोकनिकेँ अपन सम्पत्तिक आर बीचमे पिसाइत छल दरिद्र जनता जकरा हेतु चारूकात अन्हारे अन्हार छलैक। सरकार आर जमीन्दारक अतिरिक्त महाजन लोकनि सेहो निर्दय भऽ कए जनताक पसीनाक कमाई छीन लैत छलैक।

मानव कृत शोषण यंत्रकेँ साहाय्य देनिहार प्रकृति सेहो छलैक। अतिवृष्टि आर अनावृष्टि तँ अपन रूप देखिबते छल आर ताहिपर नदीक बाढ़ि तँ अपन नङटे नाच देखिबते छल। मिथिलामे नदीक तँ अभाव अछि नहि आर प्रति वर्ष एकर बाढ़ि अखने जकाँ ताहि दिनमे अबैत छल। गंगा, गण्डक, वाग्मती, कमला, कोशी, बलान, करेह, लखनदै आदि नदीक बाढ़ि बरसातमे तीन मास धरि मिथिलाकेँ समुद्रमे बदैल दैत छलैक जाहिसँ एकर आर्थिक जीवन अस्त व्यस्त भऽ जाइत छलैक। कोशीकेँ तँ सहजहि '**दुखक नदी**' कहले गेल अछि। एहिसँ सब फसिल नष्ट भऽ जाइत छल, महामारीक प्रकोप बढ़ैत छल आर आवागमन एवँ यातायातक सुविधा लुप्त प्राय भऽ जाइत छल। एहना स्थितिमे बरोबरि अकाल हैव स्वाभाविके १५५५सँ १९७५धरि मिथिलामे कतेको बेर अकाल पड़ल अछि आर महामारीक प्रकोप बढ़ल अछि १५७३ ७४, १५८३ ८४, १५व९५ ९६, १६३०, आर अंग्रेजक समय १७७०सँ १९००क बीच १५ २०बेर अकालक दर्शन लोककेँ भेल छलैक। १६३०क अकाल तँ अद्वितीय छल। ओहि साल मिथिलासँ बहुत रास लोगकेँ दोसर ठाम चल गेल छल। मिथिलामे बाढ़ि तँ वार्षिक क्रम जकाँ अबैत

अछि आर एहेन शायद कोनो वर्ष होएत जाहिमे बाढ़ि नहि आएल हो। बाढ़ि आर अकाल मिथिलाक आर्थिक इतिहासक एकटा अभिन्न अंग मानल जाइत अछि।

१७७०क अकाल मिथिलाक इतिहासमे अद्वितीय छल आर मिथिलाक जनसंख्या घटिकेँ एक दम्म कम्म भऽ गेल छल। १८७३ ७४मे पुनः एकटा ओहने अकाल मिथिलामे भेल छल जकर विवरण हमरा फतुरी लाल कविक अकाली कवितसँ भेटइयै अकाली कवित अप्राक्शित अछि। अकालकेँ दूर करबाक हेतु आर मजूरकेँ राजे देबाक हेतु ताहि कालकेँ रेलगाड़ीक योजना चलाओल गेल जकरा सम्बन्धमे फतुरीलाल लिखैत छथि

- “कम्पनी अजान जान कलनको बनाय शान।

-पवन को छकाय मैदानमे धरायो है॥

-छोड़त है अड़ादार बड़ा बीच धाय धाय।

-सभेलोग हटाजात केताजात खड़ा है॥

-तारकी अपारकार खबरि देत वार वार।

-चेत गयो टिकसदार रेल की उवाई है॥

-करत है, अनोर शोर पीछे कत लगत छोर।

-जोर की धमाक से मशीन की बड़ाई है॥

-कम्पूसन पहरदार कोथी सब अजबदार।

-कोइला भर करल कार धूआँसे उड़ायो है॥

-बाजा एक बजन लाग हाथी अस।

-पिकन लाग जैसा जो चढ़नदार वैसाधर पायो है॥

-गंगाकेँ भरल धार उतरि गयो फतूर पार गाड़ीकी।

-अजबकार कवित यह बनाया है”॥

अकाल, अतिवृष्टि, अनावृष्टि, बाढ़ि, अभाव, एवँ प्राकृतिक प्रकोपसँ मिथिलाक आर्थिक जीवन परम्परागत रूपे प्रभावित रहल अछि आर अहुखन अछिये।

अंग्रेजक अमलमे आबिकँ जखन रेलगाड़ीक सुविधा बढ़ल आर आवागमन एवँ यातायात आर संचार व्यवस्थामे सुधार भेल तखन मिथिलाक आर्थिक इतिहासक रूपरेखामे परिवर्त्तन हैव स्वाभाविक भऽ गेल। उद्योग आर व्यापारक प्रगति सेहो भेल परञ्च ओकरा अखनो पर्याप्त नहि कहल जा सकइयै। प्राचीन कालहि मिथिलामे उद्योग व्यापार विकसित अवस्थामे छल आर मध्य कालक विशिष्ट भागमे एकर से स्थिति बनल रहलैक मुदा इस्ट इण्डिया कम्पनीक समयमे आबिकँ एहिमे थोड़ेक ह्रास अवश्य भेलैक। खाद्य सामग्रीक अतिरिक्त मिथिलाक क्षेत्रमे कुसियार, तम्बाकु आर पाट आर मिरचाई बेस मात्रामे उपजैत अछि एहि लऽ कए मिथिलाक व्यापारो अछि। सब प्रकारक खादीक कपड़ा सेहो एहिठाम बनैत अछि। कोकटीक हेतु तँ मिथिला सर्वप्रसिद्ध अछिये। मिथिलामे व्यापारक प्रसिद्ध केन्द्र छल हाजीपुर, लालगंज, बगहा, गोविन्दपुर, सतराघाट, दरभंगा, कमतौल, खगड़िया, रोसरा, पूसा, समस्तीपुर, मुजफ्फरपुर, रानीगंज, नबाबगंज, नाथपुर, साहेबगंज, राजगंज, रामपुर, अलीगंज, खबासपुर, दुलालगंज, कालियागंज, देवगंज, किसनगंज, बहादुरगंज, बारसोई, बेगूसराय, तेघड़ा, दलसिंहसराय इत्यादि। एहिमे नाथपुर तँ अंतराष्ट्रीय व्यापारक मुख्य केन्द्र छल जाहिठाम प्रचुरमात्रामे नेपाली लोकनि सामान लऽ कए अबैत छलाह आर एहिठामसँ सामान लऽ कए जाइत छलाह। अंग्रेजक अमल धरि नाथपुर एक प्रख्यात व्यापारिक केन्द्र छल। १८३६ नारेदिगर आर नाथपुरक सर्वेक्षण अंग्रेज द्वारा कैल गेल जकर रेकर्ड सम्पत्ति सुरक्षित अछि। सिन्दूर, कागज, आर अफीमक व्यापार बेस होइत छल। अफीमक कारखाना विदुपुर, लालगंज, दरभंगा, वैगनी, नवादा, आदि स्थानमे छल। पाटक कारबार पुर्णियाँ आर सहरसामे सबसँ बेसी होइत छल आरनीलक सम्बन्धमे पूर्ण विवरण हम पूर्वहिं दऽ चुकल छी।

एतवा होइतहुँ मिथिलामे २०म शताब्दीमे कोशीक प्रकोपक बढ़लासँ आर्थिक स्थिति दयनीय भऽ गेल छल। रेलमार्ग सबटा टूटि फाटि गेल, गामक गाम उजरि गेल छल। नाथपुरक व्यापारिक महत्व नष्ट भऽ गेल छल आर जे प्राचीन उपलब्धि आर्थिक दृष्टिकोणे मिथिलाक छल से आब इतिहासक वस्तु बहिकँ रहि गेल। राष्ट्रीय आन्दोलन आर स्वदेशीक पुनरूत्थानक क्रममे कोकटीक हेतु प्रसिद्ध तिरहूत (मिथिला)कँ पुनः अखिल भारतीय खादीक प्रधान केन्द्र बनाओल गेल आर मधुबनीमे एकर मुख्यालय राखल गेल। बहुत गोटएक गुजर एखनो एहिसँ चै रहल अछि। १९५५मे कोशीकँ बन्हबाक प्रयास भेल आर वीरपुरमे कोशी बैरेजक निर्माण भेलासँ दरभंगा, सहरसा, पूर्णियाँ आर उत्तर मूंगेर आ भागलपुर पूर्णतः लाभांवित भेल अछि। मिथिलामे आर सब नदीकँ जँ बान्हल आर नियंत्रित कैल जाइक तँ मिथिलाक आर्थिक स्थितिक रूप रेखा बदलि जेतैक। पूर्णियाँ सहरसा जतबे कष्ट कोशीक कारणे भोगने छल अखन ततबे सुभ्यस्त आर सम्पन्न भऽ गेल अछि। स्वर्गीय ललित नारायण मिश्र जखन रेल मंत्री बनलाह तखन ओ अहि सभ क्षेत्रक टुटल फाटल रेलवे लाइनकँ चालू करौलन्हि। एहिसँ एहि क्षेत्रक आर्थिक विकासक संभावना आर बढ़ि गेल आर दुर्भाग्यक गप्प ई एहने एक लाइनक उद्घाटनक हेतु जखन ओ ०२/०१/७५कँ समस्तीपुरमे

पहुँचलाह तँ ओतए एक संदिग्ध स्थितिमे बम बिस्फोटक कारणे मारल गेलाह। एहिसँ मिथिलाक लोक सभकेँ भारी क्षति पहुँचलाह, जकर खानापूर्ति अखन धरि नहि भेल अछि।

जगदीश प्रसाद मंडल- **दू टा कथा-१.डंका २ कोना जीवि?**


जगदीश प्रसाद मंडल1947- गाम-बेरमा, तमुरिया, जिला-मधुबनी। एम.ए.। कथा (गामक जिनगी-कथा संग्रह), नाटक(मिथिलाक बेटी-नाटक), उपन्यास(मौलाइल गाछकफूल, जीवन संघर्ष, जीवनमरण, उत्थान-पतन,जिनगीक जीत- उपन्यास)। मार्क्सवादक गहन अध्ययन। मुदा सीलिंगसँ बचबाक लेल कम्युनिस्ट आन्दोलनमे गेनिहार लोक सभसँ भेँट भेने मोहभंग। हिनकर कथामे गामक लोकक जिजीविषाक वर्णन आ नव दृष्टिकोण दृष्टिगोचर होइत अछि।

**दू टा कथा-**

**१.डंका**

चूड़लाइ, तिलकुट आ चूड़ा-मूढ़ि गमछाक एक भागमे बान्हि दोसर भाग दहिना हाथमे पकड़ि लटकौने जीवानन्द उत्तर मुँहेक रास्ता धेने डेग झाड़ने जाइत रहए कि भौयाकाकाक नजरि पड़लनि। दरबज्जाक ओसारक दछिनबरिया अखड़े चैकीपर बाँहिक सोंगरक कान्हपर माथ अड़कौने रस्ते दिस देखैत रहति कि नजरि पड़ितहि जीवानन्दकेँ किछु पूछए चाहलनि कि मन रौकए लगलनि। सोगाएल मन। मुदा जीवानन्दक आकर्षित रुप देखि मन धिक्कारए लगलनि जे सभ दिन एकठीम बैसि नीक-बेजाएक, गप्प-सप्प करैत एलहुँ आइ तँ सहजहि तिलासंक्रान्ति सन पावनि छी। तहन जँ टोकब तँ केहन होएत। गंभीर मन मुदा मुस्की दैत पुछलखिन- ‘‘कतए एत्ते हड़बड़ाएल जाइ छह जीवानन्द?’’

भैयाकाकाक टोकब कऽ अनठा आगू बढ़ि जाएव जीबानन्द उचित नहि बुझि रस्तेपर ठाढ़ भऽ कहलकनि- ‘‘की कहू काका, अइबेरक पावनि रीब-रीबेमे रहि गेल।’’

जीवानन्दक परेशानीक मिलल बात सुनि भैयाकाकाक मनमे गुदगुदी लगलनि। जहिना आत्मा खूँटा (रस्सी) सदृश्य ब्रह्मसँ मिलैत तहिना भैयाकाकाक मन जीवानन्दक व्यथा-कथा सुनै लऽ सुरसुरेलनि। चैवन्नियाँ मुस्की दैत पुछलखिन- ''तिलासंक्रान्ति सन खाइ-पीबैबला पावनि तहन तोरा कोना रीब-रीवेमे जा रहल छह?''

भैयाकाकाक बातमे जीवानन्द ओझरा गेल। मनमे उपकल नीक काज भेने खुशीसँ हँसी लगैत अछि मुदा अधला काज भेने कि हँसी नहि लगैत छैक? रास्तापर ठाढ़ भेल जीवानन्दकेँ किछु फुड़बे ने करै। जहिना खेतमे हाल कम रहने अंकुड़ नहि होइत तहिना जीवानन्दोकेँ भेल। असमंजसमे पड़ल मन सोचलकै जे भोरसँ अखन धरिक अपने बात सुना दिअनि। जँ किछु कहबनि नहि तँ मनमे हेतनि जे कोनो उकडू काज केने अछि। मुस्कुराइत कहए लगलनि- ''काका की पूछै छी, चारि बजे भोरेक पोखरिक घाट परक पी-पाह सुनि निन्न टुटि गेल। उठैक विचार करिते रही कि पत्नी आबि कऽ कहलनि जे रतुपारवाली दीदीकेँ भरिसक दर्द उपकि गेलनि। पूर मासो छिअनि। भरिसक वएह कुहड़ैत छथि। सुनितहि मन खुशी भऽ गेल जे खूब पावनि हएत? मुदा अपन दियाद नहि रहने असथिर भेलौं। उठि कऽ गेलौं तँ देखलिऐक जनानी सभ घेड़ने। मुदा हमरा देखते सिवावाली काकी कहलनि जे बौआ गामपर नहि समहरतह डाकडर लग लऽ जाहक।'' डाक्टरक नाओ सुनि लगमे गेलौं तँ देखलियै जे गाए-महीसि जेकाँ देहो-टाँग छिड़िऔने आ अड़ऽ-बोऽऽऽ करैत। एको क्षण विलंब करब उचित नहि बुझि खाटक ओरियान केलौं आ तमोरिया लए गेलौं। ककर मुँह देखि कऽ उठलौं जे दू कप चाहेटा पीने छी। दतमनियो पछुआएले अछि।''

''की भेलनि?''

''बेटा।''

''बेसी तबाही ने तँ भेलह?''

''ऐँह की कहू काका, जनिजाति तेहन भाउनी होइत अछि जे एक बर हेतइ आ सातबर भभटपन करत। जखन खाटपर चढ़बैत रहिएनि तहन तेना ने हाथ-पाएर कठुआ देलनि जे बुझि पड़ल दाँती लगि गेलनि। मुदा मुँहमे बोल रहबे करनि। पकड़ि-पकड़ि हाथ-पाएर सरिऔलिअनि। मन तेहन लहरि गेल जे हुअए दू ऐँड़ उपरोसँ लगा दिअनि। मुदा फेरि भेल जे अधिक दर्द भेने लोकक बुद्धियो बाँइत जाए छै। हो न हो कहीं सएह भऽ गेलि होनि।''

मुस्की दैत भैयाकाका- ''डॉक्टर लग ने तँ बेसी भंडठी लगलह?''

''नहि। संयोग नीक रहल जे एकमुहरी काज सुढ़िआइत गेल। साते बजे निकास भऽ गेलनि। मुदा तते ने काजक ओझरी रहए जे सम्हारैत-सम्हारैत डेढ़ बजे विदा भेलौं।''

''पबनौट कत्तए लऽ कऽ जाइ छह?''

"तीन पुस्तसँ यूनूशक परिवारसँ आवा-जाही अछि। आइ भोरे हुनकर छोटकी बेटी एक मुजेला तरकारी दऽ गेल छलाए। सभ साल दइए। अपने कारोवार छन्हि। ओना पावनि सभमे सेहो पवनौट दैत छथि। तहिना हमहूँ दैत छिअनि। सैह छी। आन बेरि आठे-नअ बजे दऽ अबैत छलिएनि। मुदा आइ तँ दोसरे भाँजमे पड़ि गेलौं।"

"हमर तिल-चाउर कखन खेवह, आकि अपने ताले-बेताल रहबह?"

"की कहूँ काका मरैयोक पलखति नइए। निचेन भऽ कऽ आएब। अखन ओहो बच्चा सभ बाट तकैत हएत। सभ भोरे नहाएल आ हम दतमनियो नहि केलौंहेँ।"

"अच्छा जाह। बाट तकबह?" -भैयाकाका कहि चुप भऽ गेला।

"तेहन माया-जालक झमेल अछि जे विचार कऽ घुसका-फुसका दैत अछि। जहिसँ समएक झूठा बनि जाइ छी। काजक अपन गति छैक। समएक गतिसँ मिलिकेँ चलैक लेल ओकरा कोना छोड़ब?"

रस्तेपर जीवानन्दकेँ यूनूशक कोरैला बेटा आ छोटकी बेटी देखलक। देखितहि दुनू दुआरपर सँ आंगन जाए माएकेँ कहलक- "जीवानन्द कक्का अबै छथिन। बड़ीटा मोटरी हाथमे छन्हि।" हाटक कोबी सरिऔनाइ छोड़ि माए (यूनूशक पत्नी) अंगनाक मुँहथरिपर आबि देखलनि। तहि बीच भाए-बहीनिकेँ कहलक- "बड़का लाइ हम लेबौ।"

बेटाक बात सुनि माए किछु बाजलि नहि। मुस्किया कऽ रहि गेलि। जीवानन्दकेँ पहुँचते माए बेटीकेँ कहलक- "कक्का ऐलखुन, प्लाष्टिक वला ओछाइन बइसै लऽ ओछा दहुन।"

हाथक गमछा दैत जीवानन्द कहलक- "नइ दाइ, अखैन नै बैसव। झब दे गमछा अजबारि कऽ लावह।"

जीवानन्दकेँ गेलोपर भैयाकाकाक नजरि जीवानन्देक बात "मरैयोक पलखति नहि अछि" पर नचैत। पावनियो रहने दतमनि करैक पलखति जेकरा नहि छैक, ओकरा लेल पावनिये की? मन आगू बढ़लनि ई दुनियाँ विचित्र रंगमंच छी। जेहने कलाकार तेहने ई रंगमंच। सुपात्रक लेल जँ इन्द्रासन सदृश्य अछि तँ कुपात्रक लेल गंध करैत नर्क जेकाँ सेहो अछि। बीरक लेल बीरभूमि, तपस्वीक लेल तपोभूमि, साधकक लेल साधना भूमि तँ चोर-डकैतक लेल सोनाक चिड़ियाँ। मधु चढ़ौनिहारक लेल मधुशाला तँ इज्जत खोरक लेल वेश्यालय सेहो छी। पार्ट खेलेनिहार सेहो अजीव अछि। कतौ पुरुख महिला बनि कलाप्रदर्शित करैत अछि तँ कतौ महिला पुरुष बनि सेहो करैत अछि। मुदा तँ कि पुरुख पुरुख बनि आ महिला महिला बनि अपन पार्ट अदा नहि करैत छथि। जरुर करै छथि। मन आगू बढ़ि रामायण दिस बढ़लनि। हँसी लगलनि। जे मार्यादा पुरुषोत्तम राम दसमुँहा रावणकेँ मारलनि (नाश केलनि) वएह वन जेबा काल कौशल्याक संबंधमे की केलनि। माएक सेवा बेटाक धर्म नहि थिक? पितासँ कम माए होइत? मन ओझराए लगलनि। मुदा कने घुसुकि कृष्ण दिशि चलि गेलनि। कृष्णपर जाइते हँसी लगलनि। ठोर पटपटेलनि जे नान्हि-नान्हिटा छौड़ा बड़का-बड़का

जहलक छहर देवाली तोड़ि बहरा जाइत अछि मुदा जे सम्पूर्ण ब्रह्माण्डकेँ नचैनिहार छथि हुनका बुते उखरिक बनहन (ऊखल बन्धन) नहि टुटलनि। भैयाकाकाकेँ छगुन्तासँ नजरि निच्चाँ भेलनि, मुदा लगले बदलि गेलनि। नजरि बदलितहि जोरसँ हँसी लगलनि। मनमे एलनि शिवजी। हद केलनि ओहो शिवसँ शिवनियो बनैमे देरी नहि लगलनि।

फेरि घुरि कऽ भैयाकाकाक मन जीवानन्देपर चलि एलनि। जाधरि जीवानन्द सन-सन बेटा समाजमे नहि जन्म लेत ताधरि समाजक उन्नति कागजपर बनाओल फूल-फलक गाछ सदृश्य होएत। जहि समाजक लोक पावनिक पाछू पनरह-पनरह दिन पहिनेसँ लगल रहैत अछि। तहूमे एकटा नहि कतेको पावनि सालक भीतर अछि, खर्चाक बाट तँ चैड़गर देखै छियै मुदा आमदनीक बाटपर नजरिये नहि अछि। कियो चारि बजे भोरे स्नान कऽ लाइ-मूढ़ी खाए लगल कियो चारि बजे अपराहनमे तदमनि करत। कि चारि बजे भोरक सूर्य चारि बजे उपराहनोमे रहैत छथि। सूर्य तँ महाविशाल रुपमे अवस्थिति छथि। तहन मौसम किऐक बदलैत अछि? कि तहि सदृश्य मनुष्यक नहि अछि।

रस्तेक बँसबीटीमे दतमनि तोड़ि रस्तेसँ करैत जीवानन्द आंगन आबि बाल्टीन-लोटा लाए सोझे कलपर पहुँचल। हाँइ-हाँह कुड्डुड़ कऽ अधे-छिधे नहा आंगन आबि पीढ़ीपर बैसि पत्नीकेँ कहलखिन- "पहिने लाइ-मुरही आ तिलवा नेने आउ?"

"आब कलौ खाएब कि भुज्जा-भरड़ी खाएब।"

"हद करै छी अहूँ भोरुका स्नान अखन केलौं आ खाइ बेरिमे साँझ पड़ि गेल। सभ सखी सासुर गेल हमरा लेखे चैत पड़ि गेल। ठीके लोक कहै छै। भिनसरसँ बाहर बजे धरि लोक जलखैक बेर बुझैत अछि आ बारह बजेसँ पहिल साँझ धरि कलौक समए। जइ समएक काज पछुआ गेल पहिने ओकरा ने पुराएब। जँ से नइ करब तँ दुनियाँक संग कोना चलि सकै छी।"

जीवानन्दक बात सुनि पत्नी -सुधा- भरि थारी चूड़ा-मुरही लाइक संग-संग तरुओ तरकारी घरसँ आनि आगूमे रखि ठाढ़ भऽ गेली। भरल थारी देखि मुस्कुराइत जीवानन्द बाजल- "एते किअए अनलौं। बिधे पुरबैक अछि। जहिना नइ पान तँ पानक डंटियोसँ काज चलैत अछि तहिना लाइ मुरहीक बिधे पुराएब। मुदा खिच्चैड़ो तँ लइये भऽ गेल हएत?"

पतिक बात कटैत सुधा बाजलि- "नै जखन अबैक चाल-चूल पेलहुँ तखन खिचड़ी बनेलौं। धीपले अछि।"

"तखन तरुआ किअए पानि भेल अछि।"

"तरकारी आ तरुआ सबेरे बनेलहुँ। तँ सरए गेल अछि।"

दू-तीनि फँका फकितहि जीवानन्दकँ तरास जोर केलक। गिलास भरि पानि पीबि निच्चाँमे रखितहि सुधा बाजलि- ''तिलासंक्रान्तिमे सभ अपन-अपन बहीनि ऐठाम पवनौट लऽ कऽ जाइत अछि अहाँ छोड़ि देवइ?''

पत्नीक बात सुनि जीवानन्दक मन थारीसँ हटि बहीनिपर पहुँच गेल। सासुर बसैसँ पहिलुका बहीनिपर नजरि पड़ितहि गठुलाक टाटपर सँ कोना तिलकोरक पात तोड़ि आनि माएकँ तरै लऽ दइत छलि। जहन भानस करै जोगर भेलि तहन कत्ते सिनेहसँ तरुआ तरि खुअबैत छलि। उझुक मारि-मारि पत्नीक बात मनमे उठैत। सोचए लगल, जँ एक्के दिन अपनो बेटाक विआह आ साढ़ूओक बेटाकँ विआह होय, तहन की करैक चाही। विचारमे अबितहि अपना दिस तकलक। पावनिक दिन छी, बेरि झुकि गेल मुदा नहायोक छुट्टी नहि भेलि छलए। अखनो धरि चैन नहि भेलहुँ। भैयाकाकाक तिल-चाउर पछुआएले छन्हि। कि हमरा हिस्सामे पैघ लोक लग बैसि एक्को घंटा बुझै-सुझैक लेल नहि अछि? सदिखन काजक टिकटिकिया कपारपर चढ़ले रहैत अछि। मन घुमि कऽ भरदुतियापर पहुँचल। ठाँउ कऽ अरिपन बना पीढ़ी धोय केहन आसन बनबैत अछि। तहिपर बैसि जोड़ल दुनू हाथ धोय सिन्नुर पिठार लगा फुल-पान रखि आराधना करैत अछि। कि ओहि बहीनिकँ विसरि जाएब। कथमपि नहि। मुदा बहीनो कि हमरासँ अधला जिनगी जीवैत अछि। सभ तरहे ओ नीक अछि। भागिन कओलेजमे पढ़ैत अछि। केहन ठाठसँ भगिनियोक विआह केलक। अपन सभ लूरि सिखा माए अपने जेकाँ बना देने छैक। कोनो चीजक कमी छैक। ओ कि हमरे पवनौटक भरोसे हएत। मनमे खुशी एलै। मुस्की दैत बाजल- ''आइ तँ सभ ठाम पावनि छीहे। कोनो कि दुइर होइबला वौस अछि। काल्हि भोरे गेलासँ एते तँ हएत जे सभहक एकदिना तरुआ हमरा दू दिना हएत।'' कहि हाँइ-हाँइ कऽ खा जीवानन्द भैयाकाका एहिठाम विदा भेल।

अखन धरि भैयाकाका आँखि बन्न कऽ चैकीपर डूबले रहथि कि फड़िक्केसँ जीवानन्द कहलकनि- ''गोड़ लगै छी काका। तिल-चाउर खाइ लऽ एलौंहेँ।''

जीवानन्दक बोली सुनि भैयाकाका आँखि खोलि असिदवाद दैत कहलखिन- ''बहुत दिन जीवह जीवानन्द। हम तँ लटकि गेलियह। देहसँ कम्मो लटकलहुँ मुदा मनसँ बेसी लटकि गेलहुँ। बुझि पड़ैत अछि जे लहास ढोइ छी। अनेरे अनकर हिस्सा अन्न-पानि दुरि करै छी। मुदा तरे-तर गणेशजी जेकाँ पेट फुलल जाइए। भने तूँ आबिये गेलह। होइए जे टन दे प्राण तियागि दी मुदा पेटक जे अकुरी सभ अछि ओ जाधरि नहि निकलत ताधरि प्राणो कोना छोड़त?''

हँसैत जीवानन्द कहलकनि- ''अंकुरी तँ लोक छठिमे घाटपर खाइत अछि अहाँ आइयो खुआएब तँ खुआ दिअ।''

भैयाकाका- ''जहिना जनमौटी बच्चाक मल मृत्युकाल निकलैत अछि तहिना छोटका बाबाक खुऔल अंकुरी तोरा दए दैत छिअह। अपन गामक चारिम बसान छी। शुरुमे दू परिवार धारक मुँह बदलने आबि कऽ बसल। खेती शुरु भेल। जानवरक उपद्रवक संग-संग मनुक्खोक उपद्रव शुरु भेल। अपन रक्षाक लेल उपजौनिहार तैयार भेल। मुदा सोलहन्नी रक्छा तइयो नहि भऽ सकल। पानिक सुविधा दुआरे गाम धुधुआ कऽ

बढ़ल। जानवरो आ मनुक्खोक उपद्रवसँ बचैक लेल बलक जरुरत भेल। गाम-गाममे अखड़ाहा बनए लगल। लोक कुश्ती लड़ि अपन शक्तिक परिचय दिअए लगल रहै। गामे-गाम डंको हुअए लगल रहै। तहियेसँ अपना गाममे तिलासंक्रान्तिक दिन अपनो गाममे डंका शुरु भेल।"

भैयाकाका बजितहि रहति कि जीवानन्दक मुँह बाजि उठल- "कक्का अपन बात कने रोकि कऽ राखू। हम बिसरि जाएब।"

मुस्की दैत भैयाकाका- "बाजह?"

जीवानन्द- "पावनिक दिन रहने मन छनगल रहै। तमोरिया (डॉक्टर ऐठाम) मे इलाज शुरु होइते भौजी (रतुपारवाली) कें खलास भऽ किछु सूढ़िआएल देखि ड़योढ़वाली काकीकेँ गाम पठा देलिएनि। मन खुशी रहबे करनि। होइन जे के पहिने भेंट हएत जेकरा सोझामे पेटक गुदगुदी बोकरि दिअनि। संयोगो नीक रहलनि। मदनावालीकेँ अंगनासँ मुड़ियारी दैत देखलखिन। छुतका (अशौच) दुआरे हाँइ-हाँइ अंगनेक चुल्हिपर लोहियामे तरकारी तरैत छलीह। सोझामे देखि काकी (ड़योढ़वाली) ससरि कऽ आंगन बढ़ली! नजरि पड़ितहि मदनावाली भौजी आग्रह करैत कहलकनि- "एत्तै आवथु काकी। बिना पाएर-हाथ धोनहि चुल्हिक पाछूमे बैसि गेलीह। तीनसल्ला अड़ुआक तरुआ बढ़बैत कहलकनि- काकी कने नोन देखि लेथुन।"

दुनू गोटे चुल्हिये लग बैसि खाए लगली।

जीवानन्दक बात सुनि ठहाका दैत भैयाकाका कहए लगलखिन- "अच्छा, तोहर बात भऽ गेलह। आगूक सुनह। केवल अपने गामटा मे डंका नहि होएत, आनो-आनो गाममे होएत छलए। तीन बजे भोरेसँ ढोलिया गाछपर चढ़ि वा बड़की पोखरिक मोहारपर सँ ढोल बजवए लगैत। बेरुका समए डंका होइत छलए। किछु दिनक पछाति रुपैयाक प्रवेश भेने डंका दंगलमे बदलि गेल।"

विचहिमे जीवानन्द- "दू साल पहिने तक तँ होइत छलैए।"

जीवानन्दक बात सुनि कनेकाल गुम्म रहि भैयाकाका कहए लगलखिन- "जाधरि मालिक (जमीन्दार) कँ मालगुजारिये धरि होय ताधरि गाम शान्त छलए। मुदा जखन मालगुजारी तरे लोकक खेत निलाम हुअए लगल तहन ओ पाएर पसारए लगल। महाजनी सेहो करए लगल। छपरिया सिपाहीक आगमन गाममे भेल। पहिने तँ ओ कचहरियेक हातामे माने कम्पाउण्डमे अखड़ाहा खुनि लड़ै, मुदा किछु दिनक पछाति गामक डंका अपना अखड़ाहापर लए गेल। साले-साल डंका करवए लगल। एकाएकी परोट्टाक खलीफा पीठ देखवए लगल। अपन इज्जत बचा हम मकरक रविकेँ डंका करवैत रहलहुँ। मुदा ओ सभ (छपरिया) डंकामे बलउमकी करए लगल। साले-साल झंझट हुअए लगल।"

भैयाकाकाक बात सुनि जीवानन्दक आँखि भरि गेलइ। जीवामन्दक भरल आँखि देखि बजलाह- "जाधरि छोटका बावा छलाह ताधरि कोनो गम नहि छलए। ओना समयो करबट लेलक। समएकेँ दहिन होइतहि

शक्ति बढ़ए लगल। तिला-संक्रान्तिसँ अढ़ाइ मास पहिने मन बेकाबू भऽ गेल। पुरने अखड़ाहाकेँ छीलि-छालि खुनलौं। लपटनिहार सभ संग दिअए लगल। मालिकक खलीफाकेँ माटि पठा कहलियै जे जँ एक माएक दूध पीने हुअए तँ कचहरीक हात्तासँ बाहर आबि जतए तोरा फड़िअवैक हुअए, फड़िया लाय। देशक हवा देखि बुझि पड़ल जे सभ जागल अछि केवल हमहींटा मुरदा भेलि छी।''

जीवानन्द- ''तहन की भेल?''

भैयाकाका- ''ओहो (छपरिया) लक्ष्मण रेखा (सरकारी हाता) छोड़ि बाहर अबैक मानि लेलक। डंका भेल मुदा बाह रे संतोष ढोलिया। ओहि दिनक ओकरो हाथकेँ (बजवैक) धन्यवाद दी जे जहिना कुरुक्षेत्रमे कृष्णक शंखक आवाज रहनि ताहिसँ मिसियो भरि ढोलक अवाज नहि रहैक। कहए लेल तँ अधिक गामक देखिनिहार (कुश्ती देखिनिहार) रहथि मुदा संख्या कम रहैक। तहूमे ओहन देखिनिहार बेसी रहए जे ओहि खलीफाक (छपरिया) पीठि ठोकैत। मुदा नजरि पड़ितहि देखि लेलियेक जे मुँहक ठोर कारी सियाह छै। मनमे एहेन शक्ति उठि गेल, जहिना आगिमे घीउ देलासँ उठैत, तहिना। लंगोटो नहि पहीरए लगलौं, धोतियेक ढट्ठाकेँ बरहा जेकाँ वाँटि कसि कऽ बान्हि लेलहुँ। इम्हर ढोलपर संतोष अवाज दिअए लगल- चट-धा, गिड़-धा, चट्-धा गिर-धा।''

''अवाज सुनि कूदि कऽ अखड़ाहापर गेलहुँ। मनमे उठल जे अनेरे हाथ की मिलाएव। बाँहि पकड़ि लेलहुँ।''

ढोलिया हाथ बदललक। ढाक्-ढिना, ढाक-ढिना, ढाक-ढिना बजवए लगल। ढोलक अवाज तँ दहिन रहए मुदा देखिनिहारक अवाज वाम भऽ गेल। फेरि ढोलिया हाथ बदलि- ''चट्-गिड़-धा, चट-गिड़ धा, चट-गिर धा'' बजवए लगल। हमरो साहस बढ़ल। भय मनसँ निकलि गेल। मुदा माटिपर चलि गेलहुँ। माटिपर जाइते ढोलिया (संतोष) हाथ बदललक। मेही अवाजमे- ''धाक्-धिना, तिरकट-तिना। धाक्-धिना, तिरकट-तिना।'' माटि परक दाँवसँ उपर भेलहुँ। देखिनिहारक आँखि सेहो बदलल। उपर होइतहि ढोलिया मोट अवाज आ भौड़ी अवाजमे बजवए लगल- ''चटाक-चट-धा, चटाक-चट-धा।'' अवाजेक संग ओकरा उठा कऽ पटकि देलियै। मुदा पीठ गरे खसल। माटिपर खसितहि ताल बदललक। बजवए लगल- ''धिक-धिना, धिक-धिना।''

अवाज सुनि धाँइ दऽ चित केलहुँ। चीत करितहि ढोलसँ अवाज निकलए लगल- ''धा-गिड़-गिड़, धा-गिड़-गिड़।

भैयाकाकाक बात सुनि जीवानन्द कहलकनि- ''अहाँ ऐहन चैनक समुद्रमे पहुँच गेल छी जे मगन भऽ जीवैत हएब?''

मगन सुनि भैयाकाकाक हृदय, बाढ़िसँ उमड़ल गंगा जेकाँ जे अपन घर (नदी) छोड़ि गाछी-विरछी, खेत-पथार पहुँच पवित्र (गंदा साफ) करए लगैत, तहिना भऽ गेलनि। विहृल भऽ कहए लगलखिन- ''बौआ तोरा देखि हृदय शान्तसँ प्रशान्त भऽ जाइत अछि आब तँ तोरे सभपर छहरो-महर हएत आ दारो-मदार अछि। मुदा

हवाक गंदगी तेना ने विहारिमे पसरि गेल जे एक्को क्षण जीवैक मन नहि होइत अछि। लीला सभ जे देखै छी तँ शूल जेकाँ सदिखन हृदयकेँ बेधैत रहैत अछि। आजुक पीढ़ी जीवनक रास्तासँ एते दूर हटि रहल अछि जे मनुष्यक औरुदा (सए वर्ख) सँ घटि कुत्ताक औरुदा (बारह वर्ख) मे बदलल जा रहल अछि। दुख एतवे नहि होइत अछि जे औरुदे टा घटि रहल छैक, मनुष्यक वृतियो टुटि-टुटि ओम्हरे जा रहल अछि। जहि रुपक व्यवहार भऽ रहल छैक ओहि सभसँ आगम बुझि पड़ैत अछि जे माए-बाप, भाए-बहीनि, सभहक संवंध आ शिष्टाचार एहि रुपे नष्ट भऽ रहल अछि जे साधना भूमिकेँ मरुभूमि बनब अनिवार्य छैक।

२ कोना जीवि?

सेवा निवृत्तिक सातम सालक सातम मास, सातम मासक सातम दिन सात बजे साँझमे दू-जनियाँ सोफापर दुनू परानी प्रोफेसर शंकर कुमार ओंघराएल माने पड़ल छलाह। दुनू बेकतिक मन खटाइल। दस बजे करीब दिनेमे सुनने छलाह जे संगीक संगिनी चुल्हिक गैसक रिसावसँ झड़कि अस्पतालक सीटपर चिकड़ि-चिकड़ि कानि रहल छथि। सत्तरि बर्षक अवस्थामे संगी अपने दौड़-धूप कऽ रहल छथि। मुदा अस्पतालक डॉक्टरो नर्सो आ कम्पाउण्डरो जी-जान बँचवै पाछु लगौने छथि। तेकर कारण अछि जे एक तँ पाइक कमी नहि दोसर पहुँचो नीक। संगिनीक घटनाकेँ तँ सरस्वती लगसँ नहि देखने छलीह मुदा समाचारक रुपमे सुनने छलीह। जहिसँ करेज तेना दहलि गेलनि जे साँसक गतिसँ छातीक धकधकी तेज भऽ गेलनि। नस-नसमे डरक भूत समाए गेलनि। अन्हारक वाण जेकाँ चारु कातसँ मृत्युक तीर बेधए लगलनि। जहिना बेरागी अनुचित काजसँ डरैत, जोगी भोगसँ डरैत तहिना सरस्वती मृत्युक भयसँ।

पाँच सए एम.एल.बला हृीस्कीक बोतल प्रो. शंकर कुमारकेँ बेअसर बुझि पड़लनि। मनक चिन्ता रुपी तीर हृीस्कीक तीरकेँ रस्तेमे रोकने। लग अबै नहि दन्हि। कछ-मछ करैत पत्नीकेँ कहलखिन- ''चाह पीबू।''

सरस्वतीक मन चाह पीबिसँ सुरक्षित चुल्हि नहि जराएव बुझनि। अपन अज्ञाक उल्लंघन होइत देखि शंकरक मन महुराए लगलनि। जहिना भोज्य-पदार्थक बरतनमे गिरगिट खसि महुरबैत, तहिना। डेग भरि पाछु घुसुकि मुस्की दैत दोहरा कऽ कहलखिन- ''चलू, हमहीं चाह बनाएब। कीचेनक तँ सभ किछु देखल नहि अछि। अहाँ देखा-देखा देब।''

जिनगीक अंतिम अवस्थामे पतिपर जीति देखि ढेग सन देह कऽ उठा कीचेन दिस बढ़लीह।

चाह बना कीचेनमे पीवए लगलथि। मुदा तइओ गप-सप करैक मन किनको नहि करैन। मनक सोग नव विषएकेँ मनमे आबै नहि दन्हि। जहिना घी नहि अरघिनिहारकेँ थारीमे देखितहि जीह ओकिया लगैत तहिना नव विचारपर नजरि पड़ितहि जीह माने मन पचपचाए लगनि। चाह पीबि दुनू गोटे कोठरीमे आबि पुनः सोफापर परि रहलाह। गुम-सुप। जहिना साधक साधनामे लीन भऽ समाधिस्त होइत तहिना दुनू गोटे अपन-अपन विचारक दुनियाँमे औनाए लगलाह।

सरस्वतीक नजरि पाँच वर्खक अवस्थापर पहुँचलनि। की छलए माए-बापक राज? खेनाइ, खेलेनाइ, पढ़नाइक संग पावनिमे उपास केनाइ आ फूल तोड़ि पूजा केनाइ। बस। यैह छलए जिनगी। मनमे सुख-दुखक जनमो कहाँ भेलि छलै। सोहनगर वातावरणमे विआह भेलि। नैहरसँ सेवा करैक लेल नोकरनी आएल छलि।

सासुरो सम्पन्ने रहए। कोनो अभाव सासुरोमे नहिये रहए। नोकरे पानियो भरैत, आ भानसो करैत रहए। अपनो प्रोफेसरे छलाह। पाइक संग प्रतिष्ठो बनौने छलाह। विद्यार्थीसँ शिक्षक धरिक बीच सम्मानित छलाह। अपनासँ बीसे बेटोक पढ़ैपर खर्च केलनि। आजुक जे महगाइ शिक्षामे आबि गेल अछि ओ इमानदार कमेनिहारक लेल असंभव भऽ गेल अछि। दरमाहासँ तँ नहिये मुदा पिताक देल सम्पत्तिसँ तँ एत्ते जरुर केलनि। अमेरिकामे बेटाकेँ पढ़ा लिलसा मेटौलनि। मुदा अखन की देखै छी? एहि अबस्थामे दिन-राति तीनि मंजिलापर उतड़ब-चढ़ब पार लागत। ओहिना तँ देह-हाथ बिनबिनाइत आ देह भारी बुझि पड़ैत अछि। तहिपर परिवारक सभ काज? एहि उमेरमे बूढ़ि-कनियाँ बनि जीवि रहल छी। तरे-तर पसेना चलए लगलनि। अनायास मुँहसँ निकलिलनि- "एहि जीवनसँ मरब नीक।"

पत्नीक बात सुनि शंकर कुमारक भक्क खुजलनि। अखन धरि हिनकर चेतनाहीन भेलि मन देखैत छलनि अपन पैछला जिनगी। गामक स्कूल। कते सिनेहसँ पिताजी घरक देवताकेँ गोड़ लगा, कन्हापर चढ़ा 'सरस्वती माताक जय' आंगनसँ निकलि सरस्वतीक मंदिरमे लऽ गेलाह। की हम ओहिसँ कम अपना बेटाकेँ केलहुँ? कथमपि नहि। डेरामे गाड़ल देवता तँ नहि अछि मुदा देवालमे टांगल फोटो आ अष्टद्रव्यक बनाओल मुरती तँ अछिये। बाड़ीक बसन्ती गुलाब तँ नहि मुदा मह-मह करैत भकराड़ रुपमे बनल प्लास्टिकक फूल तँ चढ़ौनहि छिअनि। धुमन-सरड़क धुपक बदला गुगूल आ अगरबत्ती तँ चढ़वितहि छिअनि। मोटर-साइकिलपर चढ़ा शहरक सभसँ नीक विद्यालयमे पढ़ेवे केलिएनि। जते पिता जी हमरा पढ़ौलनि, हमरा की पढ़ौलनि एक सीमा धरि पहुँचा देलनि। तहिना तँ हमहूँ केलिएनि। नोकरी भेलापर ताधरि पत्नी गाममे रहलीह जाधरि बावू-माए जीबैत रहलाह। मरैइयो काल धरि माए संगे खाइले कहथि। मुदा संगे नहि खाए एकठाम बैसि कऽ खाइ। मुदा बेटाकेँ जहिये कनभेंटमे नाओ लिखेलहुँ तहियेसँ एक शहरमे रहनहुँ फुट-फुट रहए लगलहुँ। समएक अनुकूल शिक्षो बदलल। एकाएक नजरि आगू बढ़ि जिनगीक अवस्थापर गेलनि। चारिम अवस्था। जहि अवस्थामे सभ कथूसँ सम्पन्न भऽ, अभावकेँ निर्मूल नष्ट कऽ परिवारसँ उपर उठि समाजमे मिलि जाएब होइत छैक। हमर समाज केहन? जहि समाजमे मनुष्यक संग-संग जीव-जन्तु माटि-पानि, घर-दुआर धरि एक-दोसरकेँ नीक-अधला सुख-दुखमे संग दैत अछि। एकठाम बैसि सभ भोज-काजमे खाइत अछि तहिना दसगरदा उत्सवो हँसी-खुशीसँ मनवैत अछि। ढोल-डम्फापर होरी गाबि-गाबि नचबो करैत अछि। जूरशीतलमे इनार-पोखरि उड़ाहबो करैत अछि। शिव-पार्वती बना बाजाक संग गामो घुमैत अछि।

जहिना बाढ़ि अएलापर एक किस्मक माने लेभेलक जमीन पानिमे संगे डूबि जाइत अछि। तहिना गाछी-कलम पानि-बिहाड़ि सहैत अछि।

बेटाकेँ अमेरिकामे पढ़ेलहुँ। ओ ओहि समाज आ संस्कृतिमे तेना मिलि गेल जे अपन सभटा बिसरि गेल। आइ जँ हम अमेरिका जाए रहए लगी तँ कि ओहिठामक जिनगी दुनू बेकतीकेँ कतेक दिन जीवए देत? कि दुनियाँमे मृत्यु छोड़ि हमरा लेल किछु नहि शेष बचल अछि। निराश मनमे एलनि 'करनी देखिहह मरनी बेरि।' जिनगीमे कतए चूक भेल? जँ चूक नहि भेलि तँ एहि अवस्थामे पहुँच कोना गेल छी?

पत्नीक बात 'एहि जीवनसँ मरब नीक' सुनि धड़फड़ा कऽ उठि बजलाह- "अखन सुतै बेरि अछि जे सुति रहलौं?"

- "सुतल कहाँ छी। भानस करैसँ मन असकताइत अछि।"

- "तँ की भुखले रहब।" शंकर कुमार बाजि तँ गेलाह मुदा मन पाछु घुरि कऽ तकलकनि। एक तँ ओहिना करैक बाट धेने छी तहूमे जे दस-बीस वर्ख जीवो करितहुँ से तेहन रोग भेलि जाइत छनि जे भुखले मरब। रातिमे खाएव नहि तँ नीन कोना होएत? जँ नीन नहि हएत तँ जीवि कते दिन?

पत्नी- "कता दिन कहलहुँ जे नोकर राखि लिअ?"

नोकर सुनि शंकर अमती काँटक ओझरीमे पड़ि गेलाह। देखैमे नान्हि-नान्हिटा मुदा छाँह जँका छोड़ैले तैयार नहि। मनमे जोर मारलकनि जे अपने जिनगी भरि नोकरी केलहुँ। बेटो-पुतोहू -दुनू इन्जिनियर- अनके नोकरी करैत अछि आ अपने नोकर रक्खू। जहन ड्यूटी करैत छलहुँ बेसी तलब उठवै छलहुँ तहन नोकरे ने रखलहुँ। कारणो छलए जे पत्नी थेहगर छलीह। बेटा-पुतोहूक अशो छलनि। थोड़े बुझै छेलथिन जे बुढ़ाढ़ी ऐहन हएत। आइ-काल्हि नोकर कते महग भऽ गेल अछि से थोड़े बुझै छथिन। तकलीफ हेतनि बजवे करतीह। भलेहीं हमरा बुते पुराओल हुअए वा नहि। पहिले जेकाँ पाँच रुपैआ दस रुपैआमे नोकर भेटत। तहूमे बाल-बोधकेँ थोड़े रखि सकै छी। अनेरे लेनी कऽ देनी पड़त। घरक सुख जहलमे भेटत। जँ सियान राखब तँ तीनि हजारसँ कम लेत। तहूमे कि कोनो स्कूल-कओलेज आ कि मिल-फैक्टरीक नोकरी हेतइ। घरमे काज करत तँ खाइ लऽ नहि देबइ से हएत तहूमे तँ नीक-निकुत बेसी वएह खाएत। तहूमे तेहेन समए आबि गेल जे सम्पत्तिये दुनू बेकतीक जानो लेत। जानपर नजरि पड़िते आँखि ढबढ़बा गेलनि। जाने नहि तँ जहान की? जहिना वीणाक तार टुटलापर अवाज निकलैत तहिना टूटल जिनगीक स्वरमे शंकर कुमार पत्नीकेँ कहलखिन- "अहाँक मन असकताइत अछि तँ पड़ू। कहुना-कहुना कऽ क्षुधा तृप्त करै जोकर टभका लइ छी।"

मने-मन सरस्वती बजलीह- "कोना जीबि?"

१.सपथमे मैथिली-सुजीतकुमार झा

२.बेचन ठाकुर,नाटक-'छीनरदेवी'

१.सपथमे मैथिली

सुजीतकुमार झा

नेपालक उपराष्ट्रपति परमानन्द झा उपराष्ट्रपति पदक सपथ मैथिली भाषामे लेलन्हि अछि । उपराष्ट्रपतिक सपथकँ पुरे मिथिलाञ्चलमे चर्चा अछि । बहुतो गोटे मैथिली आन्दोलनकँ सपथ सँ जोडैत छथि । उपराष्ट्रपति कार्यालयक अनुसार मैथिली भाषामे सपथ लेलाक बाद उपराष्ट्रपति झाकँ सयकडो बधाई अहि दुआरे एलन्हि जे ओ मातृ भाषामे सपथ लेलथि । ओ अहि सँ पूर्व हिन्दी भाषामे सपथ लेने रहथि । मुदा हुनकर ओ सपथ नेपालमे भारी विवादमे आएल छल ।

मुदा मैथिलीमे लेलाक बाद ठिक विपरित भेल अछि । नेपाली भाषीसभ सेहो एकरा प्रशंसा कएने अछि । मैथिलीक युवा साहित्यकार धीरेन्द्र प्रेमर्षि कहैत छथि 'नेपालमे विकल्पकँ रुपमे हिन्दीकँ प्रस्तुत करयबलाकँ उपराष्ट्रपतिक नयाँ सपथ सँ चटकन लगलैक अछि ।

मिथिला राज्य संघर्ष समितिक संयोजक परमेश्वर कापड़ि आब मैथिलीकँ कियो नहि रोकि सकैत अछि तकर एकटा छोटका उदाहरण रहल बतबैत छथि ।





<u>नेपालमे मैथिली भाषामे सपथ लेबाक परम्परा</u>

नेपालमे मैथिली दोसर सभ सँ बेशी बाजय बला भाषा रहल अछि । कहियो काठमाण्डू उपत्यकाक राज्य भाषा मैथिली छल । ओतयकँ राजासभ मैथिलीमे साहित्य लेखन सेहो करैत छलथि । मल्ल कालमे कएटा राजा एहन भेलथि । जिनकर एकटा साहित्यकारक रुपमे एखनो आदरकँ साथ नाम लेल जाइत अछि ।

मुदा सपथकँ इतिहास बहुत लम्बा नहि अछि ।

नेपालक संसदक तथ्याङ्क अनुसार डा. बंशीधर मिश्र नेपालक संसदमे पहिल बेर मैथिली भाषामे सपथ लेलन्हि । नेपाल कम्युनिष्ट पार्टी (एकीकृत मार्क्सवादी लेलिनवादी)क नेता रहल डा. मिश्र २०५१ सालमे सपथ लेने रहथि । जहिया ओ मैथिली भाषामे सपथ लेलथि तहिया मैथिलीकँ बात करब अपराध मानल जाइत छल, एहन स्थितिमे सपथ लेने रहथि । आब तऽ मिथिलाञ्चलक अधिकाँश नेता मैथिलीमे सपथ लैत छथि ।

हिन्दी भाषाकँ गुणगान करयबला मधेशी जनअधिकार फोरमक सह अध्यक्ष जय प्रकाश प्रसाद गुप्ता सनक व्यक्ति सेहो मैथिलीमे सपथ लेने छलथि ।

अहि बेरक संविधान सभाक चुनावमे एकीकृत नेकपा माओवादी तऽ अपन सभासदसभ कँ अपन अपन मातृ भाषामे सपथ लेबाक लेल ह्विप जारी कएने छल । मैथिलीक चर्चित युवा साहित्यकार धीरेन्द्र प्रेमर्षिक शब्दमे मैथिली आन्दोलन सही दिसामे जा रहल अछि ।

तकर संकेत अहि बेरक संविधानसभाक सपथ देखलाक बाद लगैत छल ।

मन्त्रीक रुपमे पहिल बेर एकीकृत नेकपा माओवादीक तत्कालिन नेता मात्रिका प्रसाद यादव सपथ लेने रहथि ।

<u>मैथिलीयोमे कम विवाद नहि</u>

उपराष्ट्रपति परमानन्द झा हिन्दीमे सपथ लेलाक बाद भारी विवाद भेल छल । एतेक तक की हुनका फेर सँ मैथिली भाषामे सपथ लेबय पडलन्हि । अहि सँ कम मैथिलीमे सपथ लेबयबलाकेँ नहि भेल छल ।

एकीकृत नेकपा माओवादीक तत्कालिन नेता मात्रिका प्रसाद यादव मैथिली भाषामे मन्त्रीपदक सपथ लेबाक इच्छा प्रगट कएलाक बाद तत्कालिन प्रधानमन्त्री गिरिजा प्रसाद कोइराला किछ घण्टाक लेल सपथ कराबय सँ रोकि देने रहथिन । मुदा मात्रिका यादव नहि झुकलथि आ ओहि समयक सरकारकेँ झुकय पडल छल । मात्रिका यादव कहैत छथि ' प्रजातन्त्र चलि एलैक, गणतन्त्र चलि एलैक आ एकटा भाषा एकटा भेषक नीति रहबे करतै, ई स्वीकार नहि अछि ।'

मैथिल छी अहि बातक गर्व अछि प्रसंगक क्रममे ओ कहलन्हि । सांसदक रुपमे जहिया डा. बंशीधर मिश्र सपथ लेने रहथि तहियो विवाद भेल छल । आ ओ अडलथि तखन मैथिलीकेँ जीत भेल छलैक ।

सपथमे एतेक माथापिच्ची किएक

मैथिली भाषामे सपथ लेला सँ मैथिलीकेँ की भेट जएतैक वा की भेट गेलैक ? कोनो नेताद्वारा सपथ लेलाक बाद एकटा छोटछिन कनफुसकी बहस अवश्य होइत अछि ।

मुदा मैथिली आन्दोलनीसभ अहि सँ आन्दोलनमे बल पहुँचैत अछि कहैत छथि । काठमाण्डू सँ प्रसारण होइत आएल कान्तिपुर एफएमक हेल्लो मिथिला कार्यक्रमक प्रस्तोता एवं चर्चित युवा साहित्यकार धीरेन्द्र प्रेमर्षि कहैत छथि 'मैथिलक पहिचानक जतय संकट छैक ओतय छोट छोट चिज महत्व रखैत छैक । भारतक संसदमे जखन कीर्ति अजाद पाग पहिर कऽ जाइत छथि तऽ लोककेँ गौरव होइत अछि । तहिना नेपाल हुए वा भारत जखन मैथिल नेतासभ मिथिला मैथिलकेँ पहिचान बला कोनो बात करैत छथि तऽ गौरव होइत अछि । आ अहि सँ मैथिली आन्दोलनमे बल पहुँचैत अछि ।

सपथक लेल नेपालमे प्रयास

नेतासभ मैथिलीमे सपथ लौथु ताहि लेल मैथिली आन्दोलनी संस्थासभ पञ्चायते काल सँ प्रयास करैत आएल अछि । नेतासभ चुनाव जितैथ तऽ अन्य व्यक्तिकेँ अन्य काज रहैक मुदा जनकपुरक मिथिला नाट्य कला परिषदक संस्थापक स्व.योगेन्द्र साह नेपाली नेता सभकेँ घर घरमे जा कऽ मैथिली भाषामे सपथ लेबाक लेल आग्रह करथि ।

मैथिली विकास मञ्च काठमाण्डू आ धीरेन्द्र प्रेमर्षिकेँ योगदान सेहो नहि बिसरल जा सकैत अछि । जनकपुरक आकृति संस्था, राजविराजक मैथिली संस्थासभ सेहो अहिकेँ लेल काज कएने अछि ।

२.

बेचन ठाकुर , चनौरा गंज, मधुबनी, बिहार।

‘छीनरदेवी’

एकांकी मैथिली नाटक ‘छीनरदेवी’ पात्र परिचय-

पुरुष पात्र

1. सुभाष ठाकुर- एक साधारण शिक्षित व्यक्ति।
2. ललन ठाकुर- सुभाष ठाकुरक इकलौता पुत्र।
3. पवन- ” ” भातिज।
4. मटुक- सुभाष ठाकुरक पड़ोसी।
5. राजू- सुभाष ठाकुरक वुजुर्ग भागिन।
6. संजय- सुभाष ठाकुरक भागिन।
7. सुखल कियोट- एकटा साधारण भगत।
8. यदुलाल ठाकुर- सुभाष ठाकुरक छोट भाए।
9. सोमन ठाकुर- यदुलाल ठाकुरक इकलौता बेटा।
10. परबतिया कोइर- एकटा प्रसिद्ध मनोवैज्ञानिक।
11. घटकराज ठाकुर- सुभाष ठाकुरक पीसा।
12. बलदेव महतो- एकटा साधारण किसान।

13. विनोद झा- काली मंदिरक पुजारी।

स्त्री पात्र-

1. मीरा देवी- सुभाष ठाकुरक पत्नी।
2. सुकनी देवी -यदुलाल ठाकुरक पत्नी।
3. मालती देवी- बलदेव महतोक पत्नी।
4. अनु अंजना- बलदेव महतोक इकलौती बेटी।

पहिल दृश्य-

(स्थान- सुभाष ठकुरक घर। मीरा देवी सुभाष ठकुरक पत्नी छथिन्ह। ललन ठाकुर हिनक इकलौता बेटा छथिन्ह। ललन बताह अवस्थामे अपन दरवाजापर अंट-संट करैत छथि। हिनक उपद्रवकेँ देखि सुभाष ओ मीरा मनहुस अवस्थामे)

मीरा- स्वामी, ई छौंरा हमरो बताह बनए देत।

सुभाष- सहए तँ हमहुँ कहैबला रही। हमर मुहक बात छीनि लेलहुँ। हमरा किछु नहि फुराइत अछि। की करी की नहि। ककरासँ देखाबी, ककरासँ नहि। यै ललन माए, मोन होइत अछि जे एकरा राँची वा दरिभंगा लऽ जाय। की विचार अहाँक?

मीरा- हमर विचार इएह अछि जे राँची दरिभंगा लऽ जायसँ पूर्व एकरा कतउ एम्हर-ओम्हर देखए दियौन। नजरि-गुजरि सेहो भए सकैत अछि।

सुभाष- तहन ककरासँ देखए दियन्हि?

मीरा- यै ललन बाप, सुनैत छी सुखलाहा कियोट एहि सभमे बड़ पहुँचल अछि। हुनकहिसँ देखाए दियौन्ह।

सुभाष- हुनक नाम तँ हमहुँ बड़ सुनैत छी।

(ललन घरामसँ खसि पड़ैत छथि आ मुँह रगड़ए लगैत छथि। दुआरिपर ललन ओँघराए रहल अथि।)

मीरा- (अफसियाँत भऽ) बौआ रओ बौआ। की भए गेलौक रओ बौआ?

ललन- (माथ पटकैत) हम तोरे संग जएबौक। हम आब नहि जीबौक। हम तोरो लऽ जेबौक अपनहि संग। हम तोरो खएबौक। हम कोनो भात-दालि खाइत छी। हमरा चाही पियोर खून। हमरा बगिया देने रहौक। बगिएमे सबटा कारामात छल। (सौंसे दुआरि ललन ओँघरए रहल अछि। कपड़ा-लत्ता फारि लैत अछि। पवन, मटुक, राजू आ संजयक प्रवेश। ललनक दृश्य देखि रहल छथि सभ कियो। सुभाषकेँ अक-बक किछु नहि फुराइत छन्हि।)

मटुक- यौ सुभाष, बौक जेकाँ ठाढ़ रहने काज नहि चलत। अहाँ सुखल कियोट लग जाउ। हुनका जल्दी बजौने आउ।

(सुभाष, सुखल कियोटक ओहिठाम गेलाह। किदुए खानक बाद सुभाषक संग सुखलक प्रवेश।)

सुखल- अहाँ सभ कने कात भऽ जाउ।

(सभ कियो कात भऽ जाइत छथि। सुखलकेँ देखि कऽ ललन आओर माथ पटकए लगैत अछि।)

सुभाष- कने जल्दी देखियौक सरकार।

सुखल- अहाँ सभ हरबराउ नहि। हम बैसल नहि छी सभ देखि रहल छी। (अपन जेबीसँ किछु निकालि कऽ ललनपर फेंकैत छथि। ललन बिल्कुल शांत भऽ जाइत अछि।)

ललन- आब नहि हओ। आब कहियो नहि अएबह।

सुखल- तों, के छिअएँ?

ललन- हम नहि कहबह-5

सुखल- नहि हओ। तों हमर के छह, जे तोरा हम कहबह।

सुखल- हम तोहर बाप छियौक।

ललन- हमहुँ तोहर बाप छियह।

(सुखल ललनकेँ एक चाट गालपर मारि दैत छथि।)

आब नहि अएबह।

सुखल- नाम कऽ ह।

ललन- हमर नाम छी देवकी कुमारी।

सुखल- के रखने छौक?

ललन- छोटकी काकी।

सुखल- कत्तए रखने छौक?

ललन- से नहि कहबह-3

(फेर सुखल एक चाट छऽ कऽ माथा हाथ दैत छथि।)

सुखल- आब कहबें।

ललन- हँ हओ। आब कहबह।

सुखल- तहन कह। जल्दी बाज। नहि तँ बुझि ले।

ललन- मारह नहि, कहि दैत छियह।

कोहामे। पैखाना घरमे।

सुखल- किएक अएलें?

ललन- ललनकँ लऽ जेबाक लेल। एकसरे हमरा मोन नहि लगैत अछि। हम ललनकँ नहिए छोड़बै।

(सुखल ललनकँ कसिकए माथा हाथ दैत छथि। भूत भागि जाइत अछि। ललन चंगा भऽ जाइत अछि। देह-हाथ झारि कऽ कुर्सीपर बैस जाइत छथि।)

बाबूजी, एतेक भीड़ किएक अछि?

सुभाष- नहि कोनो खास बात। हिनका सभकँ हमरासँ किछु विशेष गप्प छेलन्हि। ललन, तों जाह बौआ।

(ललनक प्रस्थान)

सुखल गोसांइ, हमर बेटा कोना ठीक होएत? एकरा अछि की?

सुखल- एकरा केलहा अछि? एकरा केनिहारि अहाँकँ अपनहि परिवारमे अछि।

सुभाष- गोसांइ, एकर इलाज अहींकँ करए पड़त।

सुखल- सुभाष बाबू, एकर इलाज हमरासँ असंभव अछि, हम आब ई काज छोड़ि देलहुँ। हाथ जोडैत छी, दोसर जुगार कए लिअ।

(प्रस्थान)

(पटाक्षेप)

दृश्य दोसर- अगिला अंकमे....

**१.जनकपुरमे मिथिला महोत्सवक आयोजन : नवअध्यायक शुभारंभ २.**-कथा-ऋषि बशिष्ठ-पूत कमाल

१



*रामभरोस कापडि भ्रमर*

नेपाल सरकारक संस्कृति मंत्रालय द्वारा २०५५ सालक ऐन द्वारा गठित वृहत्तर जनकपुर क्षेत्र विकास परिषद् एहिसं पूर्वो तीन बेर 'मिथिला महोत्सव'क आयोजन २०६३, २०६४ आ २०६५ सालमे कऽ चुकल अछि । मुदा ओ तीनू आयोजन खेल तमासा सं आगां नहि जा सकल । राजनीतिक हस्ती सभक जमघट आ तेहने सन पृष्टपोषण करैत सम्पूर्ण आयोजन ।

एमहर दीगम्वर राय जखन परिषद्क अध्यक्ष भऽ अएलाह तं मिथिला महोत्सव किछु फूट करबाक सोच बनौलनि । फूट एहि मायने मे जे ओ मिथिलाक परम्परागत लोक संस्कृति आ जविनशैलीके मूर्त्त अमूर्त्त रुपें प्रस्तुत कएल जएबाक विचार रखलनि । तकरालेल स्थानीय जानकार सभक चारि पांच बैसार भेल आ तखन जे ढांचा तैयार भेलै तकरे आधारपर सम्पूर्ण कार्यक्रम करबाक नियार भेल अछि । अगामी रामनवमीक अवसर पर चैत्र ९ गते सं १३ गते (२२ मार्चस २६ मार्च धरि) आयोजन होब' बला ई महोत्सव स्वयं अपनामे एखन धरिक नव हयत ।



औचित्य एवं विशेषता

प्राचीन मिथिलाक स्थापना माधव विदेह द्वारा आइसं पांच हजार वर्ष पूर्व भेल ई इतिहास सत्य अछि । तहिया सं आइधरि तीन राजवंश मिथिलामे शासन कएलक । राजा जनकक वंश समाप्त भेलाक बाद १०९७ ई. मे नान्यदेव मिथिलाराजक नओ ठाढ कएलनि जे २२७ वर्ष धरि चलल । तकरा वाद हेरायल मिथिला पुनः १५५६ ई. मे ओइनवारवंशक संग उजागर भेल जे दरिभंगा महाराजक राजपाट गेला धरि चलल । एहि विच अनेकों तरहक सामाजिक, राजनीतिक उथल पुथल होइत रहल । मुसलमानी शासक सभक आक्रमणसं पीडित मिथिलाञ्चलक राजा वा श्रेष्ठ व्यक्तित्व, विद्वान सभ नेपाल दिश शरण लेलनि । अपन संस्कृति आ भाषाक संग पलायन कएल ई महापुरुष लोकनि मैथिल संस्कृतिक छापकें अक्षुण्ण रखलनि । ओकर परम्परागत सम्पदा, लोक व्यवहार, जीवन शैली, आचार व्यवहार सभकें वर्षहुं धरि वचा कऽ रखलनि । जकर प्रभाव समस्त मिथिलाक आवादीपर पड़लैक । मिथिलाक विशिष्ट जीवनशैली, सांस्कृतिक परम्परा, धार्मिक सहिष्णुता एखनो मननीय रहल अछि । माछ मरुवाक रोटी, खेसारीक साग आ आलुक सन्ना, तिलकोरक तरुआ, छाल्हिगर दही मुंहसं पानि आबि जाए तेहन भोजनक सामग्री रहल अछि । धोती, अंगपोछा, मुरेठा, गोलगाला खास पहिरन अछि तं जट जटिन, सामाचकेवा, झिझिया, लोक पर्व । अरिपन, टाटपरक चित्रांकन मौलिक चित्र अछि तं पोखरि मे चुभक्का मारि उजी उजीक खेल अपन पहिचानक साक्षी बनल अछि । पौती, पेटारी, खुरपी हंसुआ, जांत ढेकी, खेत खढ़िहान जीवन पद्धतिक अंग रहल अछि । सोहर, झूला, पराती, पावस, महराई, पजनिया, गोदना, पमरिया गीत घर आंगनक शोभा बनैत आबि रहल अछि । हजाम,

लोहार, कुम्हार, डोम गृहस्थी चलब' बला पसारी सभ अछि । एहने तत्व सभक सहयोगसं वनैत अछि एकटा मैथिल परिवार, मिथिलाक जनजीवन ।

'मिथिला महोत्सव' तेहने जीवन शैलीक ताही रुपमे प्रस्तुति हयत । आजुक नवका पीढि अपनो परम्परागत लोक व्यवहार, जीवनशैलीकें विसरने जा रहल अछि, एहि प्रदर्शनीसं अप्पन पहिचान प्रति आर उर्जावान बनत से विश्वास कएल जा रहल अछि ।

एकर आयोजन वृहत्तर जनकपुर क्षेत्र विकास परिषद् जनकपुरधाम कऽ रहल अछि । एकर नारा छैक, हम्मर संस्कृति हम्मर पहिचान : समृद्ध मिथिला हम्मर अभियान' ।



महोत्सवक आकर्षक पक्ष

ˎर मिथिलाञ्चलमे पहिल बेर एक्के ठाम मिथिलाक गौरब गाथाक विभिन्न पक्षसभ, इतिहास, भूगोल, संस्कृति, कला एवं लोक जीवनक झांखीसभ जीवंत रुपें प्रदर्शन कएल जाएत ।

ˎर मैथिलीमे लिखित प्राचीन पाण्डुलिपि, दस्तावेज तथा पुरातात्विक सामग्री सभक प्रदर्शन हयत ।

ˎर मिथिलामे रहनिहार जनजाति, आदिवासी एवं विभिन्न जाति सभक परम्परागत व्यवसाय देखब' बला फूटफूट स्टल सभ राखल जाएत, जाहिमे व्यवसायिक, उत्पादनक क्रियात्मक रुप देखाओल जाएत ।

ˎर मिथिलामे परम्परागत रुपें प्रचलित भेषभूषा, परिधान आ आभूषणक सेहो ओत्त प्रदर्शन कएल जाएत ।

ˎर मैथिल खानपानक विविध रुपरंगक स्वाद आ अनुभूति लेल जा सकत ।

ˎर सभ धार्मिक सम्प्रदायक फूटफूट स्टल द्वारा अपनअपन धर्म ज्ञानक प्रचार प्रसारक अवसर उपलब्ध कराओल जाएत ।

ˎर लोक जीवनमे आब बला बारहो मासक पर्वतिहारक विशिष्टता दृश्य द्वारा देखाओल जाएत ।

्र लोक गायक□गायिका सभक माध्यमसं जन्मसं मृत्यु धरिक भावदृश्यक अनुभूति गायन द्वारा कराओल जाएत ।

्र लोकमंचक प्रस्तुतिकरण क्रममे राजा सलहेस, दीनाभद्री, लोरिक, दुलरा दयाल, जया विसहरक नाचक संगहि जट□जटिन, समा□चकेबा, झिझिया नृत्यसभ देखाओल जाएत ।

्र लोकशिल्पक विभिन्न पक्षकें देखब' बला प्रदर्शनीक आयोजन कएल जाएत ।

्र प्रचलित लोक गाथाक नायक आ कथा प्रसंगकें माटिक मूर्ति द्वारा सजीव रुपें प्रस्तुत कएल जाएत ।

्र मैथिलीमे प्रकाशित पत्र□पत्रिका सभ, पुस्तक सभक प्रदर्शनी सेहो रहत ।

्र महोत्सव अबधि भरि विचारगोष्ठी, कवि सम्मेलन, वाल गोष्ठी, फिल्म उत्सव, सभासद् सम्मेलन, व्यवसायिक एवं औधोगिक प्रदर्शनी, खेलकूदक संगहि मनोरंजनक आनो सामग्रीक भरमार रहत ।

एहि तरहें विभिन्न आयोजनक तैयारि चलि रहल अछि । प्राचीन तिरहुतिया गाछीकें एकर आयोजन स्थल बनाओल गेल अछि । एकरालेल ४९ गोट उपसमिति बनाओल गेल अछि । लगभग ५० लाख टकाक खर्चसं सम्पन्न होब बला 'मिथिला महोत्सव' सम्पूर्ण मैथिली भाषीक हेतु दर्शनीय तं हएबे करत, आन्तरिक पर्यटनकें सेहो बढाबा एहिसं भेटतैक । नेपालमे अगामीसन् २०११ कें पर्यटन वर्षक रुपमे मनएबाक तैयारी चलि रहल अछि । एहि तरहक आयोजन ताहिमे सहयोगीक काज करत से विश्वास कएल जा सकैछ ।

२.

कथा



ऋषि बशिष्ठ

पूत कमाल

अर्जुन चौधरीक विआह गाममे चर्चक विषए बनल छलै। अर्जुन चौधरी एकटा सुभ्यस्त गृहस्थ रहैत अपन बेटाकेँ कोनो ने कोनो जोगाड़े विदेश पठा देने छला। चौधरीक बेटा दस सालपर गाम घुमल छल। सौंसे

गामक लोक पहिने यएह कहैत छलै जे अर्जुन चौधरीकेँ ओहि बेटे पोता नहि होमएबला छनि। ओकर लोटिया डूमले बुझू! ओकी आब गाम आओत? एह! ओ छौंड़ा आब चौधरीक कहने विआह दान करतनि......... ओ तँ ओम्हरे कतहुँ साइट-धाइट लगौने हेतनि की! अर्जुन चौधरीक बंश बुड़ले बुझू।

अर्जुन चौधरीकेँ अपन एकमात्र पुत्र बंशीपर भरोस छलनि मुदा लोकक बात सुनि-सुनि हुनको करेज दलमलित होमए लगैत छलनि। खास कऽ जखन बंशीक माए ककरो बेटाक चर्च करैत छलखिन जे ओ बाहरेमे विआह कऽ लेलकनि। तखन तँ चौधरीकेँ जेना करेज कटि कऽ खसि पड़ैत छलनि।

जहियासँ बंशी आएल अछि सगरो गाममे ओकरे चर्च होइत रहैत छैक। ओना आबक बंशी आ दस साल पहिनेक बंशीमे कतहु मेल मिलाप नहि छैक। दस साल पहिने जखन बंशी कोरिया गेल छल तँ थुल-थुल करैत देह दशा, कौड़ी सन-सन लटकल आँखि आ धरतीकेँ जेना धमकबैत चालि।......... आर तँ जे, ओकर वेश-भुषा आ बगए-बानिसँ ओ साफे विदेशी बुझाइत। ओ बंशी आब बंशी नहि रहल अपन नाम बदलि कऽ डब्बू कऽ लेने अछि।

गामक लेल डब्बू चिड़िघरमे आएल नव जानवर जेकाँ छल जकरा सभकियो देखए चाहैत छल। आ डब्बूक लेल ई गाम-घर आ लोक सभकिछु नब बथान लगैत छल। ठीक ओहिना जेना माल-जाल लेल नबका बथान। सभ किछुकेँ सुँघैत। धियापूता स्कूलसँ हँजक-हँज अबैत छल डब्बूकेँ देखवाक लेल। डब्बूक थुलथुल देहदशा पएरमे उज्जर दप-दप जुत्ता, लाल रेगक घुट्टी भरिक मौजा, तैपर कारी रंगक ठेहुन धरि पहिरने पैंट। पैंटमे बसोटा जेबी जेना जगह-जगह चेफड़ी साटल होइ। ऊपर बंदगलाक गंजी आ माथपर मुजैला पथियाक टोप। आँखिमे कारी खुंझा चश्मा, पाछाँसँ डोरी बान्हल। धीया पूताक लेल जेना एकटा खेल उखड़ि गेल छलै। केम्हरोसँ आएल आ डब्बूकेँ देखि कऽ ठिठिया लेलक। एतबेमे जेना ओकर सबहक सभटा ठेही मेटा जाइ। अर्जुन चौधरी डब्बूक विआह करेबाक लेल गोटीपर गोटी फिट करैत रहलाह। पहिने तँ हुनकर अनुमान छलनि जे बेटाकेँ अबिते घटक झपट्टा मारत। लड़का विदेशमे कमाइए। भेल मुदा उनटे। ओ जतए बेटाक विआहक चर्च करथि सभ यैह कहि कऽ टारि दैत छलनि जे बिलैंती लड़काक कोन ठेकान। ओकरासँ वियाहि कऽ के अपन बेटीक जिनगी खराप करत......... एकटा बुढ़ा तँ एतेक तक कहि देलखिन जे- ''औ बाबू, तोहर बेटा छह भारत छोड़ो आन्दोलनकारी आ हमसभ छी सुच्चा भारती। गाँधीक भारत छोड़ो आन्दोलन छलनि फिरंगीकेँ भारत छोड़ेबाक लेल आ तोहर बेटा तँ अपनहि भारत छोड़ने छह......। आब तोहीं कहह जे के एहन धरकट बाप होएत जे एतेकटा बेटीकेँ पोसि-पालि कऽ अपनहि हाथेँ गरदनि काटि लेत?''

......अर्जुन चौधरीकेँ जेना सटाक्........चाट लगलनि ओहि बुढ़ाक बातक। ओ जेना तेना बेटाक विआह कराबक लेल मोने-मोन निश्चय कऽ लेलनि।

डब्बूक लेल लोकक व्यवहार सामान्य नै छलै आ गामक लोकक लेल डब्बुक व्यवहार असमान्य छलै। ठीक ओहिना जेना ओझाक लेखेँ गाम बताह आ गामक लेखेँ ओझा.........। गाम भरिमे टुनटुन एकमात्र ओहन

लड़का जकरासँ डब्बू जखन-तखन गप्प करैत छल। टुनटुन डब्बूक बालसंगी छलै जे पढ़बा-लिखबामे तेज रहितो परिस्थितिवश गामेमे रहैत छल।

.......जेना-तेना अर्जुन चौधरी अपन बेटाक रामनगर तँइ केलनि। ओ अपन बेटाक बदलल व्यवहारसँ कनेक बेसिये चिन्तित छलाह। विआह तँ तँइ भऽ गेलै मुदा किछु तेहन ने भऽ जाइ जाहिसँ सभ कएल-धएल चौपट्ट भऽ जाए।

........आइ विआहक दिन अछि। अर्जुन चौधरीक घरमे जेना उत्सवक माहौल छनि। आँगनसँ कखनो-कखनो महिलाक सामुहिक स्वरमे गीत आ कखनो हँसी-ठट्ठाक अवाज दलान धरि पहुँचैत अछि। आंगनमे बजैत साउण्ड वॉक्ससँ निकलैत रीमिक्स गीत........"सैंया दिलमे आना रे......" मुदा बेसी सुनाइ पड़ैत छल।

दलानपर हथपड़ीक लेल आएल पाँच गोट सुभ्यस्त भेल बैसल छथि। गाम-समाज अपन-अपन तर्कसँ डब्बू आ अर्जुन चौधरीक गुणगान करबामे जुटल अछि। पाहुन सभ कखनो-कखनो गप्पोमे सहमति आकि असहमति टा व्यक्त करैत छथि। एकटा प्रौढ़क कहब छनि जे- "बस्स एकटा संतानकेँ विदेश पठा दिऔ! देखियौ सभ कष्ट दूर....!"

दोसर टिपैत छथिन- "विदेश पठाएब सबहक बशमे बात नै छै औ बाबू! विदेश पठाबहिमे केहन केहनकेँ ढोंढ़ी ढील भऽ जाइ छै।"

प्रौढ़ जेना दोसराक गप्पकेँ मलहम लगबैत छथि- "से तँ होइते छै, फाउ-दावमे जँ विदेश जैतै तँ सभ अपन बेटाकेँ विदेशे पठा दितै।"

अर्जुन चौधरीक जेना जीह टाँगल छलनि। ओ कछमछीमे रहथि। कखनो आँगन कखनो दलान। आँगनमे स्त्रीगणक भीड़ आ दलानपर पुरुषपातक। डब्बू विआहक लेल तैयार भऽ गेल छल। ओ कोट पैंट पहिरि गलामे टाइ लगा कऽ तैयार छल। स्त्रीगण सभ ओकरा धोती-कुर्त्ता पहिरेबाक लाख कोशिश केलनि ओ साफे नकारि देलकनि। डब्बू धोती-कुर्ता आ डोपटा-पागकेँ "पूअर" ड्रेस कहैत अछि। डब्बूक माए जखन कपड़ा बदलबाक लेल कहलखिन तँ ओ तमकैत बाजल- "हम ड्रेसमे कोनो कम्प्रोमाइज नै कऽ सकै छी।"

महिला सभ कनफुसकी करए लगलीह। "मए गै माए, एहन अन्हेर नै देखल-ए! ई मैथिल ब्राहमणक विआहमे कतौ अंगरेजिया ड्रेस चललै-ए?"

बेराबेरी सभ बुझबैत रहलीह मुदा डब्बू ककरो बात मानबाक लेल तैयार नहि भेल। हथधड़ीक बेर भेलै। महिला सभ कनफुसकी करैत सभ बिधकेँ पूरा करैत गेलीह।

क्रमशः अगिला अंकमे देल जाएत.......

१.प्रकाश चन्द्र-नचिकेताक 'प्रियंवदा' : एक विश्लेषण २.

बिपिन झा-युवा हेतु प्रेमक "समुचित मार्ग" (वेलेण्टाइन डे विशेष पर)

१

प्रकाश चन्द्र

नेशनल स्कूल ऑफ ड्रामा

भगवान दास रोड, नई दिल्ली __01

# नचिकेताक 'प्रियंवदा' : एक विश्लेषण

प्रियंवदा उदय नारायण सिंह नचिकेता द्वारा लिखित एकांकी आछि । एकरा सम्पूर्ण नाटकक रूप द' क' मनोज मनुज मंचित केलथि । एहि प्रस्तुति के देखबाक सौभाग्य हमरा नहि प्राप्त भेल, मुदा प्रस्तुति आलेख हमरा उपलब्ध भेल । ओही नाट्यालेख के अध्ययन केलाक बाद हमर निम्न अनुभव अछि ।

जेना कि नाम स' लगैत अछि जे प्रियंवदा कोनो ऐतिहासिक पृष्ठभूमि पर आधारित नाटक होयत मुदा से अछि नइ । ई मात्र नाटकक एकटा केन्द्रित पात्रक नाम अछि जिनका इर्द-गीर्द नाटकक कथानक घुमैत अछि ।

नाटकक कथ्य एना अछि जे प्रियंवदा नामक एकटा लड़की कोनो शहर में एसगर रहि रहल छथि आ कोनो कम्पनीक लेल मार्केटिंग सर्वे करैत छथि । ओही शहर मे शर्व नामक एकटा युवक सेहो रहैत छथि । शर्व के कविता लिखब खूब पसिन छनि आ प्रियंवदा के कविता सूनब नीक लगैत छनि । शर्वक कविता स' प्रभावित भ' प्रियंवदा शर्व संग प्रेम विवाह क' लैत छथि । बाद मे किछु घटना घटैत अछि । सर्व प्रियंवदा के छोड़ि कतौ चलि जाइत छथि । नाटक मे प्रियंवदाक भैया आ भौजी छथिन संगहि किछु कोरस पात्रक प्रयोग सेहो कयल गेल अछि । एहि तरहे नाटक मे कुल जमा दस गोटे छथि ।

नाटक **प्रियंवदा** छ: दृश्य मे बाँटल गेल अछि । पहिल मे प्रियंवदा आ हुनकर भौजीक संवाद छनि । दोसर दृश्य मे कोरस, प्रेमी-प्रेमिका, प्रियंवदा आ शर्व छथि । तेसर दृश्य मे कोरस, शर्व आ प्रियंवदा तथा चरिम दृश्य मे शर्व, प्रियंवदा, भैया आ भौजी छथि । पाँचम दृश्य मे एक बेर फेर शर्व, प्रियंवदा, भैया आ भौजी तथा छठम दृश्य मे शर्व आ प्रियंवदा दुनू मात्र छथि ।

ई नाटक दूटा स्थान पर घटित होएत अछि _पहिल शर्व के घर में आ दोसर सार्वजनिक पार्क मे । शर्व के घर मे चरिटा दृश्य होइत अछि _पहिल, चरिम, पाँचिम

आ छठम तथा पार्क में दोसर आ तेसर दृश्य होइत अछि । घरक दृश्य मे कुर्सी, किताब, काग़ज़, लैम्प होइत अछि आ पार्क मे संबंधित सामान राखल जा सकैत छैक ।

**प्रियंवदा** नाटक फ्लैस बैक मे चलैत अछि । **उदय नारायण सिंह नचिकेता**क ई प्रिय शैली छनि । एकर प्रयोग नचिकेता जी **एक छल राजा** मे सेहो केने छथि । नाटकक मे एहन तरहक शैली प्राय: नाटक के कमजोर करैत अछि । हँ ! ज' नाटकक बीच मे किछु कालक लेल वा कोनो एकटा दृश्य फ्लैस बैक मे अबैत हो तखन त' कोनो विशेष नहि मुदा, नाटकक पहिल दृश्यक बाद सम्पूर्ण नाटक एहि फ्लैस बैक शैली मे चलय त' निश्चित नाटकक लेल ओतेक प्रभावी नहि भ' सकैत अछि । कारण, कोनो नाटक एकटा लय मे चलैत अछि, जकर ग्राफ शून्य स' आगू उठैत छै । दर्शक मे हरदम ई उत्सुकता बनल रहैत छनि जे आब की हेतैक । जखने ई उत्सुकता समाप्त भ' जाइत अछि नाटक अपना संग दर्शक के बन्हबा मे कमजोर पर' लगैत अछि । **प्रियंवदाक** अंतिम पड़ाव जे कि पहिले दृश्य मे अछि कोनो ओतेक प्रभाव नहि छोड़ैत अछि । खैर ...

आब एहि नाटकक कथ्य पर विचार करबाक चाही । नाटकक शुरुआत कथ्यक समापन स' होइत अछि । तात्पर्य ई जे शर्व अपन प्रियंवदा के छोड़ि क' चलि जाइत छथि जिनका स' किछुए पहिने ओ प्रेम विवाह केने रहथि । प्रियंवदा वियोग मे रहैत छथि आ हुनकर भौजी हुनका समझा-बुझा रहल छथिन । मुदा, ओ अपना आप मे रहनाइ बेसी उचित बुझैत छथि । हुनकर एकटा संवाद बुझू नाटकक मूल अछि : "सेल्स गर्लक काज करैत __करैत हम स्वयं मार्केट पोडक्ट बनि गेल रही " । आब प्रियंवदा अपन जीवनक कथा दोहरबैत छथि । कोना ओ अपना नौकरी स' जुड़ल छलीह, कोना हुनका शर्व भेटलखिन, कोना एक दोसर स' प्रेम भेलन्हि जे विवाह मे परिणत भेल, कोना दुनूक जीवन चलैत रहैन, कोना शर्व पर हुनक पिछला जीवन हॉबी

भ' जाइत रहनि, कोना शर्व कविता लिखनाई स' प्रेम करैत छलाह, कोना एक दिन भैया भौजी अकस्मात घर अयलखिन, कोना हुनका सभ संग शर्वक व्यवहार बदललनि, कोना शर्व अपन प्रिय प्रियंवदा संग दुरव्यवहार क' र' लगलाह, कोना शर्वक दिमाग बदलि गेलनि आ ओ प्रियंवदा के छोड़ि घर स' कतौ चलि गेलाह । आब प्रियंवदा हुनकर वियोग मे आइयो ओहिना ठाढ़ छथि ।

एहि नाटक मे कथ्यक दूटा धारा अछि । एकटा त' बिलकुल सामान्य जे तुरत नाटकक नामे स' देखाइत अछि जे स्त्रीक सामाजिक स्थिति केहन अछि । आइ नै आदि काल स' स्त्रीक सामाजिक स्थिति मे कोनो परिवर्तन नै एलैन्ह अछि । हँ ! एकर रूप जरूर बदल अछि । आदि काल मे नल अपन दमयंती के सुनसान जंगल मे छोड़ि क' चलि गेल छलाह, दुश्यंत त्यागि देलनि शकुंतला के । आइयो शर्व अपन प्रिय प्रियंवदा के आदमी रूपी जंगल मे छोड़िक' चलि गेलाह । प्रेमक परिणति, वियोग मे - ओहू समय आ आइयो ।

नाटकक कथ्यक दोसर धारा सेहो अछि जे पहिलुक कथ्य स' अति महत्वपूर्ण आ सारगर्भित सेहो छैक । शर्व एकटा कवि छथि हुनका पर हुनकर अतीत हरदम सबार रहैत छनि । एहि ठाम शर्व एहि नाटक पात्र मात्र नहि छथि बल्कि आजुक मानव समाजक प्रतिनिधित्व क' रहल छथि । लोक चाहे जे किछु भ' जाइछ या बनि जाइछ हुनकर अतीत हरदम हुनका पर छाया जेना मँडराइत रहैत छनि । एहि अतीत स' किछु समर्थ व्यक्ति अपना आप के बचा लैत छथि आ ओहने व्यक्ति महान होइत छथि । मुदा अधिकांश व्यक्ति ओकर प्रभाव मे आबि जन सामान्यक जीवन जीबैत छथि या शर्व जेना अमानवीय व्यवहार क'र' लगैत छथि । ई अति महत्वपूर्ण अछि आ एतबे नहि एखुनका सन्दर्भ मे ई विश्व स्तर पर गम्भीर प्रश्न बनल अछि । मुदा **प्रियंवदा** नाटक मे एहि गम्भीर मुद्दा के दाबि क' स्त्रीक सामाजिक स्थिति सन सार्वजनित मुद्दा के प्रमुखता स' प्रभावी बना देल गेल अछि । जँ एहि नाटकक नाम प्रियंवदा क'

बदला किछु आर होइत त' ई निर्देशकक मोनक विचार आ कुशलता भ' सकैत छल जे ओ कोन पक्ष कँ बेसी उभारैत छथि ।

पात्रक चुनाव उदय नारायण सिंह नचिकेताक नाटकक अत्यंत प्रभावी अंग थिक । कारण, सभ पात्र गठल आ कथ्यक माँगानुसार होइत छनि । एहू नाटक मे पात्रक संख्या आ ओकर विस्तार कथ्यक अनुसार उचित अछि । संगहि कोरसक प्रयोग क' क' आरो आसान बनाओल गेल अछि । कोनो छोट स' छोट संस्था एहि नाटक कँ आसानी स' प्रस्तुत क' सकैत अछि । नाटक मे प्रियंवदा सबस' महत्वपूर्ण चरित्र छथि आ ओहि के बाद शर्व । मुदा एकटा अभिनेताक लेल सबस' महत्वपूर्ण आ चुनौतीपूर्ण चरित्र छथि शर्व । ई पात्र जतेक साधारण देखाइत अछि कविक रूपमे ओतबे जटिल अछि आंतरिक रूपे । अभिनयक जे सबस' महत्वपूर्ण अंग अछि अंतरद्वन्द से एहि पात्र में दुनू तरह स' भरल अछि  बाहरी आ आंतरिक सेहो । बाहरी मे अपन प्रियंवदा आ समाज सँ, आ आंतरिक मे हुनक अपन अतीत स' । एहि तरहक चरित्र कोनो अभिनेता लेल पसंदिदा चरित्र होइत अछि । तँ हम शर्व के एहि नाटक मे महत्वपूर्ण चरित्र मानैत छी । भैया आ भौजीक रूप मे दूटा पात्र आरो छथि । नाटक लेल ई दुनू सहयोगी पात्र छथि । अहू मे भौजी कनी बेसी महत्वपूर्ण । पहिने कहने छी जे कोरस के प्रयोग नीक अछि । तँ **प्रियंवदा** पात्रक अनुसार एकटा महत्वपूर्ण नाट्य रचना थिक ।

नाटक मे नाटकीय भाषाक जे प्रयोग भेल अछि से शास्त्रीय थिक । चुँकी नचिकेता जी स्वयं नीक कवि सेहो छथि तँ हिनक कविता बेसी प्रमुखता संग नाटक मे रहैत छनि । यैह कारण अछि जे बहुत बात ओ बहुत कम्मे शब्द आ सुगठित भाषा मे कहि लैत छथि । मुदा **प्रियंवदा** मे कविताक प्रयोग किछु विशेष भ' गेल अछि । ओना शर्व कवि छथि तँ कविता अधिक - सेहो कोनो उचित तर्क नहि बुझना जाइत अछि । आ एहन तरहक भाषाक प्रयोग नाटक के भ्रमित करैत अछि ओ एना कि भाषाक आधार

पर **प्रियंवदा** के की कहल जाय शास्त्रीय नाटक, ऐतिहासिक नाटक, यथार्थवादी नाटक या आर कोनो । हाँ, भाषा आ कथ्यक आधार पर ई यथार्थवादी नाटकक वैचारिक नाटकक श्रेणी मे राखल जा सकैत अछि । मुदा, कोरसक भाषा नाटकक संग नहि जाएत अछि । संगहि किछु आर मुद्दा सेहो कोरस के माध्यम स' सामने राखल गेल अछि ओ कनि आरो मूल कथ्य के भ्रमित करैत छै जेना प्रेमी-प्रेमिका मे विवाहेत्तर संबंधक मुद्दा उठायब । ई मुद्दा कमजोर या अप्रासांगिक अछि से हम नहि कहि रहल छी मुदा एहि ठाम एकरा उठायब नाटकक मूल कथ्य के कमजोर करब अछि ।

रंगमंचीय दृष्टि सँ **प्रियंवदा** एकटा सामान्य कृति अछि । ने कोनो अतिमहत्वपूर्ण आ ने निराशाजनक । एहन कोनो खास नै छै जे किनो निर्देशक वा संस्था एक बेर पढ़िते एकरा मंचनक परिकल्पना क' र' लागथि आ इहो नहि कहल जा सकैत अछि जे कोनो निर्देशक एकरा मंचित क' र' चाहथि त' प्रभावी नहि बना सकैत छथि कनि फेर बदल क' क' ।

२


बिपिन झा

**युवा हेतु प्रेमक "समुचित मार्ग"।**
**(वेलेण्टाइन डे विशेष पर)**

प्रेम दिवस एकदा मन्यते यत्र रक्तपातोऽल्पि कारयति,
वर्षस्य प्रतिदिवस घृणादिवस सम कुर्वन्न शर्म लभते।
न कोऽपि कथयति तं किमपि, यः वितरति विषयुक्ता हाला,
किन्तु सर्वे निन्दन्ति यदा मधु वितरति मधुशाला॥

सामान्यतया ई देखल जाइत अछि जे प्रेम दिवस अर्थात वेलेण्टाइन डे दिन यदि कोई विशेष उत्साह रखैत अछि तऽ समाज नीक नहि बुझैत छैक। एतय प्रश्न उठैत अछि जे प्रेम केर इजहार करब उचित वा अनुचित? एहि सन्दर्भ में जहाँ तक हमर दृष्टि अछि - प्रेम जीवन केर महत्त्वपूर्ण शक्ति छियैक जे भावना पर आश्रित होइत छैक। आब एतय प्रश्न स्वाभाविक अछि जे प्रेमक अभिव्यक्ति केना हो? एतय सजतया अपन विचार के प्रस्तुत करवाक लेल हम गीता केर 'भक्ति' आ 'कर्म' केर अवधारणा क माध्यम बना रहल छी। यदि निष्पक्ष भाव सँ देखल जाय तऽ प्रेम क्यल नहि जाइत छैक सहजतया भय जाइत छैक (we 'fall in love' not 'get it'). एहि स्थिति में समस्त प्रेमी के भक्तिमार्ग आ कर्ममार्ग में बिभक्त कय सकैत छी। भक्ति मार्ग में जतय व्यक्ति एकता दास जकाँ समर्पित भाव सँ काज करैत छैक ओतहि कर्म मार्ग में व्यक्ति स्वामी जकाँ आचरण करैत छैक। भक्ति मार्ग केर अपनबै बला प्रेमी विविध भावनानुकूल आचरण करैत छथि ओतहि कर्ममार्ग केर श्रेयस्कर बुझयबला मैत्री आ आनन्द केर अनुगमन करैत छथि। ई शब्दावली यदि आंग्ल पर्याय रूप में देखी तऽ विशेष स्पष्ट होयत। उक्त दुनू मार्ग एकीं दृष्टिगत होइछ। यदि दुनू केर समन्वय कय प्रेम केर गाडी आगू बढायल जाय तऽ ओ प्रेम निश्चित रूप सँ सफल होयत एहि में कतहु सन्देह नहि।

प्रेमक मह्त्त्व बुझैत सन्त वेलेण्टाइन अपन जीवन एहि कार्य हेतु युवा के प्रेरित करबा लेल अपन जीवन कें सर्वस्व न्यौछावर कय देलथि। राजा केर अवज्ञाक कारण हुनका मृत्युदण्ड भेटलन्हि।

एतय एकटा गप्प कहब अनिवार्य बुझैत छी जे वर्तमान समय में एहि पावन अवसर के अनुचित प्रयोग होइत अछि। अस्तु युवा वर्ग कें एहि दिस ध्यान देव अत्यावश्यक जे प्रेम दिवस कें नैतिकता क संग प्राणी मात्र हेतु मनायल जाय। आओर बुजुर्ग सँ आग्रह जे एहि पावन दिवस कें संकुचित दृष्टि सँ नहि देखि एकरा उत्साह क संग मनेवा हेतु युवा वर्ग कें

प्रेरित करथि।

(लेख केर कोनोशब्द जनभावना के ठेस पहुँचवैत हो ओहि लेल सतत क्षमाप्रार्थी छी)

बिपिन झा, पी एच. डी स्कालर

आय. आय. टी. मुम्बई

http://sites.google.com/site/bipinsnjha/home

१.  कुमार मनोज कश्यप-कथा- **कचोट** २.**कथा**-मुसिबत  सन्तोष कुमार मिश्र ३.  दुर्गानन्द मंडल- लाल भौजी



कुमार मनोज कश्यप जन्म : १९६९ ई मे मधुबनी जिलांतर्गत सलेमपुर गाम मे। स्कूली शिक्षा गाममे आ उच्च शिक्षा मधुबनी मे। बाल्य काले सँ लेखनमे आभरुचि। कैक गोट रचना आकाशवाणी सँ प्रसारित आ विभिन्न पत्र-पत्रिका मे प्रकाशित। सम्प्रति केंद्रिय सचिवालयमे अनुभाग अधिकारी पद पर पदस्थापित।

**कचोट**

'डिवोर्स इज ग्रांटेड। नाऊ यू बोथ आर लीगली सेपरेटेड ऑफ इच अदर' - कंहि कंऽ जज अदालतकं कांर्यवाही समाप्त कंऽ कंऽ उठि गेल छलाह। ओकंरा चेहरा पर पैघ सन मुस्कांन पसरि गेल छलैमाथकं बोझ हल्लुकं होईत सन बुझेलै। ओ विजयी भाव सँ तकंलकं मीरा दिस । मीराकं कांतर नजरि सेहो एकं पल लेल ओकंरा दिस उठलै ; पोउर जल्दी सँ अदालत सँ बहरा गेलि मीरा ।

ओ ठाढ़े रहि गेल अदालत मे । सोचैतआई स्थिति कौना एकांएकं बदलि गेलैकंअप्रात्याशित। मीराकं वकील बहस मे कंतेकं जोर दऽ कंऽ कंहैत छलै जे विवाह भारतीय समाजकं एकं टा पवित्र बंधन छई आ एहि बंधन के कौनो उद्वेग मे तोड़ल नहि जा सकैछ । ओकंरा मोन पड़लै जखन मीराकं वकील ओकंरा पर आरोप लगबैत कंहने छलैकं - 'योर ऑनर ! वास्तविकंता तऽ ई आछ जे श्रीमान विकांस हमर मुवक्किंल मीरा सँ तलाकं लऽ कंऽ दोसर विवाह अपन प्रोमिकां सँग कंरय चाहैत छथि, जे पहिने परिवार आ समाजकं दवाबकं कांरणें

नहि कंऽ सकंल छलाह । हमर मुवक्किंल कें पहिने रस्ता सँ हटेबा हेतु ओ तरह-तरह के प्राताड़ना दैत रहलाहमारि-पीट, गारि-गंजनक़ी की नहि । ' किं तखने मीरा ठाढ़ भऽ कंऽ अपन वकील के रोकैत जज दिस ईशारा कंरैत कंहने छलीह - ' हमरा क्षमा कंरब , ई सभ सत्य नहि आछ जज साहेब । हमर पति देवता-तुल्य छथि । हमरा ओ कंहियो अधलाह वचन तकं नहि कंहलनि ; हाथ उठेबाकं तऽ बाते नहिं । ओ किंयैकं हमरा सँ अलग होमय चहैत छथि से तऽ वैह जानथि । ' मीराकं एहि वक्तव्य पर समूचा अदालत स्तब्ध रहि गेल छल। मीराकं भाय तामसे माहुर भऽ रहल छलाह। हुनकंर आँखि सँ क्रोधकं ज्वाला फुटय लागल छलठोर पटपटा रहल छल मुदा शब्द नहिं बहरायल।

पाशा तँ तखन पलटि गेलै जखन एकंर वकील कंहने छलै--'मी लॉर्ड ! हमर मुवक्किंल के अदालत सँ तलाकं मँगबाकं मुख्य कंारण आछ श्रीमति मीराकं व्यभिचार जे हिंदु मैरिज एक्ट-१९५५ के धारा-१३ के अंतर्गत तलाकंकं एकंटा पैघ कंारकं भऽ सकैछ । हमरा लग कैकंटा एहन दृष्टांत आछ जे हमर एहि आरोप के पुष्टि कंरत। ' एहि सँ पहिने किं वकील अपन फाईल कें पढ़ि कंऽ किंछु आगु बजतथि, किं मीरा उठि कंऽ ठाढ़ भऽ जज सँ कंहने रहै--' जज साहेब ! हम अपन पति कें तलाकं देबा लेल तैयार छी । हमरा बताओल जाय जे कौन कंागज पर कंतऽ दस्तखत कंरऽ पड़तै । ' समूचा अदालत मे फेर सँ सन्नाटा पसरि गेलै। सभ स्तब्ध भेल अड़ोस-पड़ोस ताकंय लगलै ; कंाना-फुसी शुरू भऽ गेलै। केयो एहन उम्मीदो नहि केने छल ।

तलाकं भेटलाकं क्षणिकं खुशी के तुरते बाद ओकंरा भान भेलै जे मीराकं चरित्र पर एहन पैघ लाँछन लगा कंऽ ओ नीकं नहि केलकं । एकंरा एकौटा किंछु एहन घटना नहि बुझल छै जाहि सँ मीराकं चरित्र पर कौनो टा संदेह होई । चरित्रे तऽ नारीकं सभ सँ पैघ गहना होईत छैकं । फेर सोचलकं तलाकंकं हेतु आन कौनो कंारणो तऽ नहि छलै ओकंरा लेलवकीले कंहने छलै जे एहि ग्राउँड पर सद्यः तलाकं भेट जयतै एकंरा ।

ई धरि सत्य जे ओ अपन ईच्छा के विरुद्ध परिवार-समाजकं दवाब मे मीरा सँ विवाह केने छल । मुदा ओ अपन प्रेमिकंा के नहि बिसरि पओलकंविवाहकं बाद तऽ ओकंर प्रेम बढ़िते गेलैकं। पत्नि आ प्रेमिकंाकं वास्तविकं भेद के जनितो ओ पत्नि मे प्रेमिकंाकं गुण ताकंऽ लागल । परिणाम भेलै जे पत्नि सँ विरक्ति बढ़ऽ लगलै । जखन प्रेमिकंाकं ईशाराकं हवा भेटलै तऽ पत्नि सँ विरक्ति अदालत तकं तलाकंकं मुकंदमा रूप मे पहुँचि गेलैघर-परिवार, गाम-समाज सभ सँ विद्रोह कंऽ कंऽसभ सँ सम्बंध विछोह कंऽ कंऽ ।

अपना के धिक्कंारऽ लागल ओचरित्र तऽ एकंर स्वयं कंलुषित छैकं जे व्याहता पत्नि के छोड़ि। ओकंरा सन पतित भरि संसार मे केयो नहिं हेतैकं । मीरा सन धवल चरित्र पर

कंलंकंकं दाग तऽ कंम सँ कंम नहिं लगावऽ बुझैत छलैकं ओकंरा । मीरा! मीरा तऽ वीराँगना आछ्ज़खन एकंर वकील ओकंर चरित्र के कंलंकिंत कंहऽ लगलै तऽ ओ अपन चरित्र पर लाँछना सुनबा सँ पहिनहि ओ तलाकंकं कांगज पर दस्तखत कंऽ देब नीकं बुझलकं।

घर आबि कंऽ ओ पलंग पर धड़ाम सँ पड़ि रहल। सामनेकं देवाल पर एखनो एकंरा दुनूकं फोटो टाँगले छलैकं। ओकंर ध्यान ओहि फोटो पर टँगि गेलैक़ंतेकं ध्यान राखैत छलैकं मीरा एकंर एकं-एकं जरूरति के ध्यान राखैत छलैकं। एकंरा तऽ मोनो ने छैकं जे द्विरागमनकं बाद सँ अपन जरूरति के कौनो समान ई घर मे मँगने होईकं वा स्वयं उठा कंऽ लेने हुअय़ज़रूरति सँ पहिने मीरा सामान लऽ कंऽ हाजिर । लुड़ि-वितपनी, आवेश-वात सभ मे मीरा अव्वल । भरि गाम मे लोकं कंहै छै जे पुतोहू हुअय तऽ भोलबाबू सन। आस-पड़ोस, घर-परिवार, जन-हरवाह सभकं प्रिय बनि गेल छलैकं मीरा। एकौ क्षण सासु-ससुर के नजरि नहिं पड़नि तऽ कंनियाँ-कंनियाँ के शोर। ननदि-देयोर भौजी-बौजीकं अनघोल केने। एकंरो तऽ कौनो शिकांयत नहिये छलैकं मीरा सँ। मुदा किंश्मत बीचहिं मे अपन चालि चललै आ पूर्व-प्रोमिकां सँ एकंर लगाव बढ़ऽ लगलै नहि चाहितो ओ प्रोमिकां के प्रोम-जाल मे फँसैत चलि गेल आ पेर दुनू निश्चय केलकं मीरा सँ अलग भऽ विवाह कंरबाकं। एकंरा नीकं जकाँ बुझल छलैकं जे मैथिलानी लेल पतिकं आतरिक्त ओकंर कंतहु स्थान नहि आ सौतीन सेहो कंथमपि स्वीकांर्य नहि; तैं अंतिम रस्ता अदलते सँ तलाकं लेब बुझेलै।

गाम-समाज मे जे सुनलकं से थू-थू कंरय लागल। बाप जे धड़ खसेलनि से खसेनहिं रहि गेलाहमाथकं पाग बेटा खसा देने छलनि। ओकंर विद्रोहकं आगाँ सभ विफल भऽ गेलओ घर छोड़ि कंऽ पड़ा गेल ऩहिं जानि कंतऽ।

आई ओकंरा प्राचंड झंझावातकं बाद पसरल विरानगि सन बुझा रहल छलै अपना भीतऱकिंछु टा नहिं नीकं लागि रहल छलै ओकंरा । अपराध-बोध सँ दबले जा रहल छलकिं पओलकं ओ़उनटे पुरखाकं मर्यादा मटियामेट भऽ गेलै़बाबू लोकंलाजें दलानो पर तकं नहि निकंलैत छथिऩमायकं आँखिकं नोर सँ आँचरकं खूट तीतले रहैत छैहँसैत-खेलैत परिवार मे आई मरघटकं सन्नाटा सन पसरि गेल छै । एहि सभकं दोषी तऽ यैह आछ । ओ जतेकं सोचय; आत्म-ग्लानि सँ ततबे दबल जाय । प्रोमिकांकं बेर-बेर फोन अबैत छलैकं। मोबाईल स्वीच-ऑफ कंऽ कंऽ ओ कांत मे पेकं देलकं । उठलदू-चारि टा कंपड़ा-लत्ता जल्दी-जल्दी ब्रीफकेश मे ठुसलकं आ घर मे ताला लगा बाहरा गेल ।

दलान पर बाबू आ कंक्का कौनो गूढ़ विचार-मंथन मे लागल छलाह। ओ दुनूकं पायर छुलकंनि कंकंरो दिस सँ कौनो प्रातिक्रिया नहिं। ओ अप्रातिभ भऽ गेल। कंने कांल ओहिना

ज़डवत ठाढ़ रहल पेGर समान उठा कंऽ आँगन दिस विदा भेल । कौनटा लग माय ठाढ़ छलैन, दबले स्वरे पुछलकंनि ' निके छी किंने?' ओ स्वीकृति-सूचकं मुड़ी डोलबैत अपना कौठली मे चल गेल। मीराकं कंपड़ा-लत्ता, वस्तु-जात सभ किंछु ओहिना राखल जेना एखने नीकंलल होथि ओहि कौठली सँ । माय चौखटि लग नुआँकं खूट सँ नोर पोछैत आबि कंऽ ठाढ़ भऽ गेलखिन। पेGर नहुयें-नहुयें कंहय लगलखिन-'बौआ आहाँ अपना पर ध्यान राखबृअहीं पर सदिखन चिंता लागल रहैत आछ । सुनै छियै कंनियाँकं भाय आहाँकं जान लेबा लेल उदवीर्त भऽ गेल आछ । गोनमाकं माय बजैत छलैकं जे ओ तऽ बंदूकं निकंालि कंऽ आहाँ के मारबाकं लेल निकंलि गेल छल। मुदा कंनियाँ ओकंर पैर गछेड़ कंऽ पड़ि रहलै जे भैया एहन पाप नहिं कंरू । एखन हम कंम सँ कंम सधवा तऽ कंहबैत छीसींथ मे सिनूर पहिरैत छीमाँछ-माँसु खाईत छी। तलाकंकं कंागज पर दस्तखत मात्र कंऽ देने जन्म-जन्मांतरकं सम्बंध नहिं टुटि जायल कंरैत छै । हुनकंा कंरय दियनु ओ जे कंरैत छथि । अहुँ के जँ हम बोझ बुझाईत होई तऽ हमरा छोड़ि दियृहम वुGटौन-चुरौन कंऽ कंऽ पेट पोसि लेबृसंसार बड़कंा टा छै । '

सुनि कंऽ ओ ठामहिं ठाढ़ भऽ गेल- ' माय हम गंगापुर जा रहल छी मीरा सँ भेंट कंरय । ' माय अचम्भित भेल कौनो आनष्टकं आशंकंा सँ ओकंरा रोकिंते रहि गेलखिनृओ मोटरसाईकिंल स्टार्ट कंऽ कंऽ आँखि सोंझा सँ दूर भऽ गेल। बाबू - कंक्कंा बौकं बनल दलान पर ठाढ़े रहि गेलाह।

२

मुसिबत  सन्तोष कुमार मिश्र

दुरागणे दिनसँ जे कननी रोइनी ओकरापर सबार भेलै से एखन धरि छुटल नहि छलै । तें हम साँझखनकऽ जखन कतौसँ आबि त सबहे दिन लोड सेडिङ्गकें कारणे अन्हार ताहुमे ओ असगरे कनैत । कहियो मैनबत्ति बरैत त कहियो अपने बारऽ परैछल । हुनका कनैत देखिकऽ हम मैनबत्ति लऽकऽ हुनकर मुँहके चारु दिश घुमऽबैति कहऽलैगितीए "आको माइ चाको, पहलाद माइ रोको, सँझा माइ तरणी, सबहे दुःख हरनी, हसनी खेलनी आगु आ, डिठ मुठि नजरि गुजरि सब पाछु जो, ........." एते कहिते ओ छमसिया बच्चा जकाँ खिलखिला खिलखिलाकऽ हंसऽ लैगतथिन । हम त कनहि बिलाइ, मारे तिरपित । हुनका हसिते हमर सुपसन करेज भऽजाइछल । आ, हम खुसीसँ दङ्ग परैत कैहितिए "सो डारलिङ्ग ह्वाट टु डू ?"

जेना बापक जिमदारी हुए तहिना ओ तखनसँ काज अढ़ाबऽकें शुरु करैछलखिन । हम त धोखासँ अंग्रेजीमे बजैछली आ, तकर बाद ओकर अग्रेजी शुरु होइछल । इहे त बात छै, कहूँ माथ पर बैसल त सोचिलिअ, दिशा करबाक चान्स बेशी रहत ।

समय एहिना बड़ निकसँ शुद्ध पत्नीवर्ता पुरुष जकाँ चलैत रहे । मुदा एकबेर अफिसके काजसँ काठमाण्डू जाए पड़ल । समय त किछु बेशिए लागऽवाला रहै । करिब एक महिना । आ, सबहे दिन फोन पर बात करब से बचन सेहो देनेहे रहि । आबऽबेरमे ओ बेर बेर कहैत रहथिन "काठमाण्डूमे ठन्ढा बेशी छै, अहाँके मिसेज डि कोल्ड कें आवश्यक पड़त ।" हम बेर बेर जबाब दिए "अच्छा, जरुरत बुझएतै त किनलेबै ।" हमर जबाब ओ सुनिते हैसिदे । मुदा ई बात जखन बसमे हमरा ठन्ढ़ा लागल तखन महसुस भेल जे ओ डि कोल्ड के आगुमे मिसेज किए लगै? ओ त अपना लेल कहे । तखन मतलब साफ नजरि आएल जे हुनको काठमाण्डू आबऽके मोन छलनि ।

काठमाण्डू पहुचलाके बाद एक दिन पहिने बात कएने रहि मुदा काल्हिखन दिन भरि फोन लागले नहि रहे । जखन फोन लगबिए त आवाज अबै "तपाइले ....." मतलब सम्पर्क नहि होएत । मुदा, तकरे प्रातः कलंकीसँ फोन कनित्राके फोन आएल "हम अग्नी बसके काउन्टर लग ठाढ़छी जलदीसँ लेबऽ आउ" ओ माइ गोड, अखन त साढ़े चारिए बजलैए । पुछलिए टेक्सीके बारेमे त जबाब आएल जे आइ उपत्यका बन्द छैक । कनित्रा आएल काठमाण्डू, एकटा मुसिबत । उपत्यका बन्द, दोसर ।

हम होटलके स्टाफकें खुसामद कऽकऽ गाड़ी त मगलहूँ मुदा ओ कलंकीमे मात्र छोरत ओतऽसँ फिर्ता नहि आओत । कहाँदोन हड़तालमे टुटफूटके इन्स्योरेन्स कभर नहि करैछैक । हम कलंकी पहूचली । हुनका देखलियनि; ओते ठन्ढ़ामे पातर ओढ़ना, मुदा ओढ़ना जतबे पातर छलै लोलमे लिपस्टिक ओतबे मोट ते सायल ओतबे मोट लाठीसँ हुनका पिटऽके सेहो मन भऽगेल । मुदा ..... ।

हम हुनक नजदिक जाकऽ बड़ प्रेमसँ मुस्कैत कहलिए "चलु डारलिङ्ग, ... अहाँके बेग कतऽ अछि ?" ओ क्लोज अप स्माइल दैत अप्पन ह्याण्ड बेग दैत कहली "हम त एतबे लऽकऽ आएलछी ।" ओ त काठमाण्डू आबिकऽ बड़ खुस मुदा हमर मन त हुनक बेग देखिकऽ खौझागेल । तैयो हमसब आगु बढ़लहुँ । किए त पैदले जाएके आश छल । करिब एक किलोमिटर चललो नइ रही कि ओ कहऽ लगली "चाह पियब ।"

कनिके आगु जाकऽ देखलिए एकटा महिला टेबुलपर स्टोभ धऽकऽ चाह बेचैत छली । हम दुनूगोटे ओतै चाह पिलहुँ । आ ओतऽसँ बिदा भेलहुँ । ओतऽसँ बिदा भेला दुइयो मिनट नइ भेल रहे कि ओ अपन पेटपर हाथ हौस्तैति कह लगली "हे यौ ....यौ सुनुने, एहन रस्ता दने चलु जतऽ लगमे ट्वाइलेट हुए ।" आब ई परेसानी संग पकड़लक । मतलब जे हम भोर खनकऽ हिनका बेड टि दै छलियनि तखन ई ट्वाइलेट जाइछलखिन । आदतसँ लाचार, कि करु । जखन जखन जोरसँ लगैनि तखन तखन मुहँ घोकचऽबित पेट पकरैत बजथिन "आहऽऽऽ" आ जखन कने ठिक जकाँ जे हुएन त बजथिन "दरऽऽऽ, बज्जरखसो एहि काठमाण्डूमे, एकटा ट्वाइलेटो नहि ।" फेर कने आगु सेहे ताल । करिब एक किलोमिटर आगु जाकऽ कालीमाटीकें पुलक निचा एकटा सार्बजानिक सौचालय भेटल । मुदा ओतौ खाली नइ । मुदा हुनक छटपटाहट देखिकऽ एकटा ट्वाइलेटकें केबार हम ढकढकादेलिए आ कने दुर हटिकऽ ठाढ़ भऽगेलीए । तुरत्ते एकटा मोटचोट महिला ओहि ट्वालेटमेसँ निकलली आ एक थप्पर हुनका मारिकऽ फेर ओहिमे पसिगेली । हुनकर मुहँ त लाल रहबेकरै आब कि ? कनिके देर बाद एकटा दोसर ट्वाइलेटमेसँ एकटा पुरुष निकलल आ ओ ओहिमे गेली आ सायद ओतै ओ उपत्यका बन्दसन पावनिकें सेलीब्रेट कएली ।

३.दुर्गानन्द मंडल-

कथा-

लाल भौजी दुर्गानन्द मण्डलजीक

पछिला अड़तालिस बर्खक सभ रेकार्ड ध्वस्त करैत एहि बेरक जाड़ पाँछा छोड़ि देलक। कहबी छैक जाड़ मासमे रुइये आकि दुइये मुदा रुइ ततैक महग जे बेसाहब कठिन। जँ दाम पुछबै तँ माधो मास सौंसे देह पसीनासँ तर-बत्तर भऽ जाएत। जहाँ धरि दूइएक सवाल अवैत अछि तँ ई सुख प्रायः सबहक कपारमे लिखले नहि अछि। जँ क्यो किशोरावस्थाक बालक-बालिका छथि तँ राति सपनाइते वितैत छन्हि, आ बुढ़हा-बुढ़िक तँ कथे नहि पुछू किऐक तँ आइ ने ओ बुढ़ भेलाहेँ मुदा ऐहेन कतेको जाड़ कऽ ओ लोकनि देखने छथि आ खेपने छथि। तँ फलक रुपमे केराक घोड़ जेकाँ हथ्थे-हत्थाक असथानपर गन्डाक-गन्डा धिया-पुता सोहरल छन्हि। बाल-बच्चाक समर्थ रहबाक कारणे ओकरा सभकेँ तँ अपने खाए-खेलाएसँ पलखति नहि। ताहू परसँ जँ कोनो पाहुन-परख चल आबैथि तँ घरक सवर्था अभावे। सभ घरकेँ बेटा-पुतोहू अलगे छेकने। तँ बुढ़ा-बुढ़िक लेल तँ माध मासक जाड़ प्राणक हार बनल रहैत छनि।

कोनो तेहन अवसरे नहि भेटि पबैत छनि जे समए सँ ओइ कहबीसँ किछु लाभ उठाबथि। तेँ ओम्हर बुढ़ि कोनो कोन मे धोकरी लगा पुआर मे धोसिआइल रहैत छथि। आ ऐम्हर बुढ़हा दलानक कोनो कोनमे पोता पोतीक संग जाड़सँ सर्घष करैत रहैत छथि। कोनो तरहेँ दुनू परानी (बुढ़हा-बुढि) राति खेपक लेल मजबुर। मुदा से कते दिन धरि?

एक दिन मौका पाबि बुढ़ा बुढ़िकेँ हाक दैत छथिन- ''सुनै छै हाथ-पाएर जाड़े ठिठुरि रहल अछि, कनी कोनो मालीमे लहसुन तेल पका कऽ लेने आबो तऽ। बुढ़ि आंगनेसँ उतारा दैत छथिन हँ हँ सुनै छियै एते जोरसँ किए हाक दै छै, कोनो की हम बहीर छी? लेने आबै छियै। ताबे माले घरमे आगि तापो। बुढ़हा पुनः बाजि उठैत छथि- ''हे जल्दी सँ औते हम माले घरमे छी।''

बुढ़ि करीब दस मिनटक बाद मालीमे लहसुन तेल पका दुरुखे सँ हाक दैत छथिन- ''कतए छै हइया लौ।''

बुढ़हा फेरि बाजि उठैत छथि- ''एम्हरे लेने आबो ने हइया छियै।''

बुढ़ि लग अबैत बाजि उठैत छथि- ''ई किछो नइ बुझै छै? जे बेटी-पुतोहूबला अंगना-घर भेलै। सुतौ तेल लगा दैत छियै।''

बुढ़हा पुआरक बिछौनपर ओंघरा जाइत छथि आ बुढ़ि तेलक मालीश करए लगैत छथिन। कने कालक बाद बुढ़ा तेल लगबैत गरमा जाइत छथि। प्रेमसँ बुढ़िकेँ पुछै छथिन- ''भानस भातमे देरी छै की? बच्चा सभकेँ अंगना दऽ आबौ खा पी कऽ सुइत रहतै आ ई एत्ते आगि तापो।''

बुढ़ि आंगन जा धिया-पुताकेँ पुतोहू सभकेँ दैत अपने बुढ़हा लग आबि जाइत छथि आ मालक घरमे पजरल घुरा लग बैसि आगि तापए लगैत छथि। दुनू परानीक गप्प-सप्प करैत बुढ़हा हाथ-पाएर सुग-बुगबए लगैत छथि। आ अपन दहिना हाथ बुढ़िक बामा.........

शेष अगिला अंकमे

१.  विद्यानन्द झा-*किशोर लोकनिक लेल दूटा कथा* २  श्यामसुन्दर शशि- जनकपुरके खवरि

१



विद्यानन्द झा

*किशोर लोकनिक लेल दूटा कथा*

**नैतिक योग**

कोनो गाममे एकटा नापित छल ओ अपन कार्यमे तँ निपुण छलैहे, जाहिसँ गामक लोक ओकरापर प्रसन्न रहैत छल, ओकर दोसर गुण छलैक जे छोट मोट घाव घोंसकेँ चीर फाड़ि कऽ के जड़ी बूटी दऽ ओकर इलाज कऽ दैत छल। लोक नीकेना भऽ जाइत छल। गामक लोक सभ प्रशंसा करैत छल। ओकर ई चिकित्सा सम्बन्धी कार्य खूब चलैत छलै। पाइयो नीके कमाइत छल, बड़ड दिन धरि ओकर कार्य चलैत रहल। किछु दिनक बाद ओहि गाममे एकटा डाक्टर साहेब अएलाह। ओ नीक सर्जन छलाह, बड़ड पैघ पैघ डिग्री सेहो छलन्हि। ओहि गाममे ओ डाक्टर साहेब अपन क्लीनिक खोललन्हि। हुनका लग चीर फाड़िक सभटा यंत्र छलन्हि, नीक नीक औषधिक व्यवस्था सेहो कएलन्हि। पर्चा पोस्टर छपाए आस पासक गाममे सटबेलन्हि। ओकर बाद डाक्टर साहेब नियमित रूपसँ अपन क्लीनिकमे भरि दिन बैसथि। मुदा ई की ? रोगीक कोनो पता नहि, डाक्टर साहेब बैसि कऽ झख मारथि। डाक्टर साहेबकेँ किछु फुरैबे नहि करन्हि, की करी की नहि करी। डाक्टर साहेब कम्पाउण्डर सेहो रखने छलाह, तकरा घरेसँ वेतन दै छलाह। आमदनीक कोनो रस्ता नहि छलन्हि। क्लीनिकक खर्च सेहो अलगेसँ। बेचारा डाक्टर साहेब मन मसोसि बैसल रहथि। ओम्हर गामक लोक सभकेँ एहि पढ़ुआ डाक्टरसँ बेसी ओहि नापितक कएल चिकित्सापर विश्वास छलैक।

एक दिन डाक्टर साहेब ओहि गामक परम बृद्ध ओ नीतिज्ञ लोकक शरणागत भेलाह। डाक्टर साहेब हुनकासँ सविस्तार अपन हाल सुनाओलन्हि। ओहि नीतिज्ञ बृद्धक संग समस्त गामक लोक सभ हिनक समस्या सुनलन्हि। डाक्टर साहेब कहलखिन्ह जे हम एतेक दिन धरि पढ़ि लिखि चिकित्साक उचित वैज्ञानिक शिक्षा पाबि तखन एहि कार्यक लेल क्लीनिक खोललहुँ अछि। जाहिसँ गामक लोकक इलाज नीक ढ़ंगसँ होएत। ओकर बाबजूदो समाजक लोग सभ हमर क्लीनिक नहि आबि ओहि नापित देहातीसँ इलाज करबैत छथि।

नीतिज्ञ, बृद्ध लोकनि डाक्टर साहेबक समस्या सुनि किछु उपदेश देलखिन्ह आ कहलखिन्ह जे अहाँ ई तरीका अपनाउ शीघ्रे समस्या मुक्त भऽ जाएब। डाक्टर साहेब हुनक आदेश शिरोधार्य कऽ वापस डेरापर अएलाह। अगिला दिन सुरूचिगर भोजनक ओरियाओन कऽ ओहि नापितकेँ अपना ओहिठाम भोजन करबा लेल आमंत्रित

कएलन्हि। डाक्टर साहेब अपनेसँ जा कऽ ओहि नापितकेँ नोत देने छलखिन्ह। ओ नापित खुशीसँ ओत-प्रोत भए गेल, नचैत नचैत भरि गामक लोककेँ ई संवाद कहि आएल जे डाक्टर साहेब हमरा गुरू मानि लेलन्हि अछि। भोजनक बेरमे ओ नापित डाक्टर साहेबक ओहिठाम पहुँचल। डाक्टर साहेब ठाढ़ भए आह्लाद पूर्वक ओहि नापितकेँ बैसाओल। भरि पोख भोजन करौलन्हि, आदर देलन्हि आ कहलखिन्ह जे अपनेक चिकित्सा विद्यासँ हम प्रसन्न छी। हम डाक्टरी पढ़ियोकऽ जतेक नहि सिखलहुँ ताहिसँ बेसी अहाँ अपन अनुभवसँ कल्याण करैत छी। जँ एतेक करिते छी तँ कनेक आओर ध्यान देबैक तँ पैघसँ पैघ आपरेशन अपने कऽ सकैत छी, मात्र थोड़बे ध्यान राखए पड़त। ओ नापित परम प्रसन्न भेल डाक्टर साहेबक मुँहे अपन प्रशंसा सुनिकऽ डाक्टर साहेबसँ पुछलक जे कोन कोन बातक ध्यान राखए पड़त। डाक्टर साहेब ओकरा अपना दिश उन्मुख होइत देखि भीतरे भीतर प्रसन्न होइत बजलाह- जेना पएर परक घाव भेलापर किछु नश नाड़ीकेँ चीन्हि ओकरा कटबासँ बचा कऽ अहाँ पैर परहक घावकेँ चीर फाड़ि कए चिकित्सा कए सकैत छी। ओ पुछलक जे डाक्टर साहेब पएर परहक नश कटलासँ की होएतैक? डाक्टर साहेब बतौलखिन्ह जे ओ नश कटलासँ तीव्र रक्तस्त्राव होएत जे साधारण ढंगे नियंत्रणमे नहि आओत, तखन रोगीक रक्त शुन्यताक स्थितिमे प्राणांत भए सकैछ। तहिना धौना परहक नशकेँ देखबैत बतौलन्हि जे एहि ठामक घावक आपरेशन करए काल नश सभपर बेसी ध्यान राखऽ पड़त, से नहि कएलासँ नश कटबाक भए बनल रहत। एहिसँ रोगीकेँ लकबा मारबाक सम्भावना बढ़ि जाएत। जँ नश सभकेँ चिन्हि चिन्हि आपरेशन करब तँ सफल रहत।

ई सभ सुनि नापित घर दिश बिदा भेल, आब ओ अगिला दिनसँ नशक ज्ञान प्राप्त करबामे लागल। ओकर नैसर्गिक बुद्धि हेड़ाए गेल। जखन ओ चीर फाड़ दिश सोचलैक की नश कटबाक भए सतबए लगैक। ई नश कटत तँ ई रोग होएत, आ ओ नश कटत तँ ओ रोग होएत। परञ्च ओकरा लेल एहि समस्यासँ पार पाएब सम्भव नहि भेलैक आ अंततः ओ चिकित्सा कार्यसँ विरक्त भए गेल। आ ओम्हर डाक्टर साहेबक क्लीनिक ताबड़तोड़ चलए लगलन्हि।

२

**दीप तर अन्हार**

दूटा मित्र छल। दुनहुँक मध्य बड्ड प्रेम छल। जतए जाए संगहि, भोजन संगहि, खेलाइत संगहि, मुदा घरक कोनो काज ओ दुनू नहि करैत छल। सतत् काल दुनू योजना बनबैत छल। शेख चिल्ली जकाँ गप्प बघारब मुदा कोनो जोगरक नहि। घर परिवारक लोक सभ आजिज भए दुनूकेँ गामसँ भगा देलन्हि। दुनू मित्र वापस

अपन गाम जाए किछु काज कए पाइ जमा कएलक आ आपसमे दुनू विचार कएलक जे गामसँ बहुत दूर शहरमे जाए कोनो काज करब ताहिसँ खूब पाइ कमाएब आ तखन गाम वापस आएब। दुनू मित्र पाइसँ गामहिमे किछु बट खर्चाक ओरियाओन कएलक। ओ ओढ़ना, बिछौनाक मोटरी बनाए दुनू मित्र बिदा भेल। शहरसँ जखन बहुत दूर छल तँ संध्या भए गेलैक। कतहु कोनो गाम नजरि नहि अबैत छल। चलैत रहल चलैत रहल अन्हार गुज्ज साँझ भए गेलैक। चोर सभ सतबए लगलैक आब की करत? कतए जाएत? दुनू मित्रकेँ किछु फुरएबे नहि करैक। इतस्ततः करैत करैत जंगलक बीच जा रहल छल। तखन एकटा बरगदक गाछ नजरि अएलैक। ओ दुनू मित्र थाकि गेल छल। ओहि गाछ तर राति बितएबाक बिचार कएलक। ओहि बरगदक गाछ तर मोटरी राखि धम्मसँ बैसि रहल। एक तँ बाटक थकान दोसर अन्हार गुज्ज राति। दुनू बिछौना बिछा कऽ पड़ि रहल। दुनू मित्र आपसमे निर्णय कएलक जे बेरा बेरी सुति कऽ राति बिताएब, एहिसँ चोर उचक्का सामान आ पाइ नहि चोराबै सकत। परंतु से सम्भव नहि भेलैक। दुनू ततेक बेसी थाकल छल जे कखन दुनूक आँखि लागि गेलैक से दुनू नहि बुझलक। खूब सूतल, भोरहरबामे जखन एकटाकेँ निन्न टुटलैक तँ ओ मोटरी नहि देखि चिचिआबै लागल, दोसरो उठल ओहो चिचियाबै लागल। दुनू एक दोसराकेँ चोरि करबाक आरोप लगबए लागल, बहुत काल धरि दुनू झगड़िते रहल। ओहिठाम तँ तेसर क्यो रहैक नहि जे ओकर दुनू लोकनिक झगड़ा छोड़बितैक। अपनहि थोड़ेक कालक बाद शांत भए निर्णय कएलक जे नजदीकक कोनो गाम जाए ओहि गामक पंचसँ निसाफ कराएब जे दोषी के ?

दुनू मित्र बिदा भेल। थोड़े दूर चलैत चलैत जखन जंगलसँ बाहर भेल तँ एकटा खेतमे हर जोतैत एकटा हरबाह नजरि अएलैक। दुनू मित्र ओहि हरबाह लग पहुँचल, एकटा मित्र बाजल जे भाए हो रातिमे हमर दुनू मित्रक सामान आ पाइ कौड़ी चोरि भऽ गेल, तेसर तँ क्यो छलै नहि तखन तोहीं कहऽ जे (दोसर मित्र दिश आंगुर देखबैत) एकरा छोड़ि दोसर के लेने होएत ? दोसर मित्र फेर बमकल। ओ पहिलकेँ गारि श्रापक तर कऽ देलक। ओ हरबाहा बेचारा स्वयं अपनाकेँ निसाफ देबामे असमर्थ पाबि कहलक जे एहि बातक गाममे एकटा नीक पंच छैक हरि चरण। तौँ सभ ओकरे ओहिठाम जा कऽ सभ वृतांत बता दहक, ओ निजगुत फैसला कऽ देतौक। दुनू मित्र आगाँ बढ़ल। अपरिचित गाम छलैक, बेर बेर चौक चौराहापर पंचक घरक मादे पुछऽ पड़ैक। तखने एकटा जोन बोनिहार भेटलैक। एक मित्र ओकरासँ पूछि बैसल जे हौ हरिचरण पंचक घरक पता बता देबह। ओ पुछलक जे अहाँकेँ ओहि पंचसँ कोन काज अछि। तखन दुनू मित्र बताबऽ लागल जे हमरा सभक बीच विवाद भेल अछि हुनकासँ निसाफ कराए। ओ बोनिहार बाजल- ओ की फैसला करताह ओ तँ बड बेइमान छथि। दुनू मित्र अचम्भित होइत आगाँ बढ़ल। किछु दूर आगाँ गेलाक बाद एकटा समर्थगरि कुमारि कन्या नजरि अओलैक। तखन दुनू हुनकासँ पंचक घरक रास्ता देखा देबऽ लेल कहलकैक। ओहो कन्या हिनकासँ प्रयोजन पुछलकन्हि। दुनू मित्र रातुका सभटा खिस्सा कहलकैक। ओ कन्या बाजलि जे ओ की निसाफ करताह ओ तँ आन्हर छथि। दुनू मित्र घोर निराशामे पड़ि गेल। किछु नहि फुरए जे आब कतऽ जाए। लेकिन दुनू मित्रकेँ हरबाहाक कहल गप्पपर बिश्वास छलैक ओ आगाँ बढ़। राहमे एकटा अधेड़ महिला पुछलकै। ओ सभ स्त्रीगण बाजलि जे जँ अहाँ सभ कोनो निसाफ लए जाइत छी तँ बेकार होएत। ओ दिन खाइ छथि तँ राति लेल झखै छथ। आब तँ दुनू मित्र भयंकर असमंजसमे पड़लाह

जे आब हरिचरण पंचक ओहि ठाम जाइ आकि नहि। ई सोचिते बढ़ि रहल छलाह की पंचक घर आबि गेल। हरिचरण दलानेपर सुतरी कढ़ैत छलाह। दुनू मित्र हुनकर दलानपर जाए प्रणाम कएलन्हि। सरपंच हुनक लोकनिक समस्या सुनि युक्तिपूर्वक न्याय कऽ देलखिन्ह। दुनू मित्र प्रसन्न भेलाह। परञ्च मनमे ओ सभटा बात उमड़लन्हि जे पंच तँ बड़ निसाफी छथि तखन ओ लोकनि हिनकर मादे एना किएक कहलन्हि। नहि रहल गेलन्हि। एकटा मित्र पंचसँ रास्ताक सभटा वृतांत कहलखिन्ह। हरिचरण गम्भीर भए कहलखिन्ह जे हम एखन गरीबीमे छी। ओहि बोनिहारक किछु बोनि हमरा लग बाँकी छैक जावत दऽ नहि दैत छिऐक तावत् ओकरा लेल बेइमान थिकहुँ। ओ कुमारी कन्या हमर बेटी थिकीह। तों सभ देखने होएबह जे हमर बेटी वियाह करबाक जोगरि भऽ गेल अछि। हम ओकर विवाह नहि करा सकलिऐक अछि तैँ ओकरा हेतु हम आन्हर छी। अंतमे जे महिला भेटल छलीह ओ हमर दोसर पत्नी थिकीह। हम एक दिन बिता कऽ हुनका लग जाइ छी तैँ ओ कहलन्हि जे एक साँझ खाइ छथि दोसर साँझ उपासल रहैत छथि। तैँ ओ सभ अनर्गल तँ नहिए कहलन्हि।

२

श्यामसुन्दर शशि- जनकपुरके खवरि

रेल सेवा बन्द । नेपाल सरकार कानमे तेल तूर धऽ सूतल

श्यामसुन्दर शशि ,

जनकपुरधाम । गत एक सप्ताहसँ जनकपुर रेल सेवा बन्द अछि । भारत एवं पूर्वी धनुषाके आवागमनके वास्ते प्रयोगमे आवएवला एकमात्र रेल सेवा बन्द भेलासँ दुनू देशक नागरिकके सास्ती भोगए परि रहल छनि ।

मुदा रेल व्यवस्थापन,स्थानीय प्रशासन,सरकार आ राजनितीकदलसभ कानमे तेल तूर धऽ निषवद्ध पडल अछि । ककरो कोनो चिन्ता नहि । हँ सोमदिन नेपालक राष्ट्रिय मानव अधिकार आयोग मध्यमांचल क्षेत्रीय कार्यालय जनकपुर एहि विषयपर चिन्ता व्यक्त कएलक अछि ।

आयोगके प्रमुख प्रदीपकुमार झा प्रेस विज्ञप्ति प्रकाशित कऽ रेल सेवा अविलम्ब सुचारु कएल जएवाक वातावरण सृजना करवालेल स्थानीय प्रशासन तथा सम्बन्धित पक्षसँ सकृय पहलके अपेक्षा कएलक अछि ।



नेपालके एकमात्र रेल्वे सेवा बन्द भेलाक बाद धनुषाक पूर्वी भागसँ दैनिक जनकपुर आवागमन करएवला हजारौ सर्वसाधारणके कठिनाई भेलैक अछि आ एहि बन्दीसँ बन्द–व्यावसाय सेहो प्रभावित भेल अछि । अतः बन्दक सम्पूर्ण कार्यक्रम फिर्ता लए अपन जायज मांगके वार्ताक माध्यमसँ समाधान करबाकलेल आयोग सम्बन्धित पक्षसंग आग्रह करैत अछि । झा विज्ञप्ति मार्फत आह्वान कएने छथि ।

गत सातदिनसँ रेल सेवा अवरुद्ध भेलाक बाबजुदो स्थानीय प्रशासन चुप्प अछि । रेल्वे व्यवस्थापनके कोनो फिकीर नहि छैक । सरकार एतेक वेपर्वाह अछि जे तीन सप्ताह पूर्व नियुक्त कएल भेल महाप्रवन्धक भोला पंजियारके एखन धरि हाजिर होवए नहि पठौने अछि ।

एम्हर रेल सेवा बन्द कऽ आन्दोलनमे उतरल कर्मचारीसभक वास्ते सेहो साँप छुछुन्नरिके ताल भऽ गेल छनि । ओसभ अपने मोने रेल खोलैत लजा रहलाह अछि आ कोनो निकाय खोलवालेल आग्रह नहि कऽ रहल छनि । हुनकासभक आरोप अछि जे कोनो निकाय हमरासभक मांग प्रति सकारात्मक नहि अछि । दोसर दिस सेवाग्राहीसभ सरकार आ कर्मचारीक प्रवृति विरुद्ध आन्दोलनमे जएवाक धमकी देलक अछि । हुनकासभक कहब छनि जे यात रेल नीक जकाँ चलाओल जाय वा बन्द क देल जाय ।

मधेसी जनअधिकार फोरम आ नेपाली काग्रेस निकट श्रमिकसभक एक समूहले चारि सूत्रीय मांग राखि रेल्वे प्रशासन,लेखा आ प्रवन्धकके कार्यालयमे तालाबन्दी कएने छल । जकर विरोधमे माओवादी निकट अखिल नेपाल यातायात मजदुर संघ रेल सेवा बन्द करौने छल ।

संलग्न तस्वीर

शहीद धोषणामे सेहो 'मूह देखि मुंगवा'

श्यामसुन्दर शशि

गणतन्त्रान्त्रिक आन्दोलनके प्रथम शहीद दुर्गानन्द झाके एखनधरि औपचारिक रुपमे शहीद घोषणा नहि कएल जएवापर मधेसी नागरिक समाजक अगुवासभ कडा प्रतिवाद कएलनि अछि । हुनकासभक आरोप छनि जे देशमे शहीद घोषणा करबाक विषयमे सेहो 'मूह देखि मुंगवा' बाटल जा रहल अछि ।

लोकतन्त्रके गरदनि दवा क्रुड पंचायती व्यवस्था सूत्रपात करएवला राजा महेन्द्रउपर २०१८सालमे वम प्रहार कएनिहार शहीद दुर्गानन्द झाके ४७सम् वलिदानी दिवसके अवसरपर वृहस्तपतिदिन जनकपुरके जानकी मन्दिर प्रांगणमे आयोजित प्रवचन गोष्ठीक वक्तासभ ई आरोप लगोने छलाह ।

'देशमे शहीद घोषणा करेवाक दौर चलल अछि । चोर,डकैतसभ सेहो शहीद घोषित भेल मुदा अदालतके निर्णयसँ फाँसीक सजाय पावएवला दुर्गानन्द झाके एखनोधरि शहीद घोषणा किए ने कएल गेल ।' स्वर्गीय झाके सहकर्मी एवं वम काण्डके दोसर जिवित शहीद अरवीन्द ठाकुरके प्रश्न छलनि ।

जनकपुर वौद्धिक समाजके अध्यक्ष राजेश्वर नेपालीके मांग छलनि जे स्वर्गीय झाके राष्ट्रिय विभूति आ गणतान्त्रिक आन्दोलनके प्रथम शहीद घोषणा कएल जएवाक चाही ।

लोकतन्त्रके हत्या कऽ पंचायती व्यवस्था सूत्रपात कएनिहार राजा महेन्द्र विरुद्ध लोकतन्त्रवादीसभमे आक्रोश छल । लोकतन्त्र स्थापनार्थ नेपाली काग्रेस सशस्त्र जनयुद्धके घोषणा कएने छल । एहि बीच राजा महेन्द्रके जनकपुर भ्रमण तय भेल छल । नेपाली काग्रेस राजाउपर वम प्रहार करवाक निर्णय कएलक । एहि वास्ते सीमावर्ती भारतीय नगर उमगाउॅमे अध्ययनरत्त १९वर्षिय दुर्गानन्द झा आ अरवीन्द ठाकुरके जिम्मा देल गेल । काग्रेस पार्टीक निर्णय अनुसार २०१८साल माघ ९गते राजा महेन्द्रउपर जानकी मन्दिर प्रांगणमे वम प्रहार कएल गेल छल । अरवीन्द ठाकुर वम सहित पकडल गेलाह मुदा दुर्गानन्द झा राजा महेन्द्रउपर मन्दिर प्रांगणमे वम प्रहार कएलनि । राजा अपने बाचि गेलाह मुदा मोटर क्षतिग्रस्त भेल छल ।

लगभग १८महिनाक चरम यातना पश्यात तत्कालीन मुलुकी ऐनमे परिवर्तन कऽ दुर्गानन्द झाके राजकाज अपराध सजाय ऐनके दफा ४अन्तर्गत फाँसीक सजाय देल गेल आ ठाकुरके उर्म कैदक सजाय । झाके २०२०साल माघ १५गते केन्द्रिय कारागारमे फाँसीपर लटका हत्या कएने छल । चुकी तत्कालीन कानूनमे गाई आ ब्राहृमनके हकमे मृत्यु दण्ड वर्जित छल तें ऐनमे संशोधन कऽ दुर्गानन्द झाके फाँसी देल गेल छल ।

३. पद्य

३.१. 

कालीकांत झा "बुच" 1934-2009- आगाँ

३.२.गंगेश गुंजन:अपन-अपन राधा १८म खेप

३.३. कामिनी कामायनी-वसंत

३.४.शिव कुमार झा-किछु पद्य

३.५.  आमोद कुमार झामैथिल नँइ छोटका



३.६. सरोज 'खिलाडी'-गीत

३.७.१.सत्यक जीत-सतीश चन्द्र झा२.मनोज कुमार मंडल ३.कल्पना शरण- नुकाएल दिनकर

३.८.कालीनाथ ठाकुर, -एक श्रद्धाञ्जलि-- कोकिलकेँ२.तीनटा कविता राजदेव मंडलजीक

स्व.कालीकान्त झा "बुच"



कालीकांत झा "बुच" 1934-2009

हिनक जन्म, महान दार्शनिक उदयनाचार्यक कर्मभूमि समस्तीपुर जिलाक करियन ग्राममे 1934 ई0 मे भेलनि। पिता स्व0 पंडित राजकिशोर झा गामक मध्य विद्यालयक

प्रथम प्रधानाध्यापक छलाह। माता स्व0 कला देवी गृहिणी छलीह। अंतरस्नातक समस्तीपुर कॉलेज, समस्तीपुरसँ कयलाक पश्चात बिहार सरकारक प्रखंड कर्मचारीक रूपमे सेवा प्रारंभ कयलनि। बालहिं कालसँ कविता लेखनमे विशेष रूचि छल । मैथिली पत्रिका- मिथिला मिहिर, माटि- पानि, भाखा तथा मैथिली अकादमी पटना द्वारा प्रकाशित पत्रिकामे समय - समयपर हिनक रचना प्रकाशित होइत रहलनि। जीवनक विविध विधाकेँ अपन कविता एवं गीत प्रस्तुत कयलनि। साहित्य अकादमी दिल्ली द्वारा प्रकाशित मैथिली कथाक इतिहास (संपादक डॉ0 बासुकीनाथ झा )मे हास्य कथाकारक सूची मे, डॉ0 विद्यापति झा हिनक रचना ''धर्म शास्त्राचार्य"क उल्लेख कयलनि । मैथिली एकादमी पटना एवं मिथिला मिहिर द्वारा समय-समयपर हिनका प्रशंसा पत्र भेजल जाइत छल । श्रृंगार रस एवं हास्य रसक संग-संग विचारमूलक कविताक रचना सेहो कयलनि । डॉ0 दुर्गानाथ झा श्रीश संकलित मैथिली साहित्यक इतिहासमे कविक रूपमे हिनक उल्लेख कएल गेल अछि|

!! डहकन !!

मोँछ लागल औ करकर मोँछ लागल औ,
बुडहा समधिक नाकक नीचाँ कर - कर मोँछ लागल औ ।।

खोंच लागल औ खरखर खोंच लागल औ,
भृत्या समधिनक गालक ऊपर बरबर खोंच लागल औ,

सऽमधि बनला वन विलार चढला बोहुक चिनुआर
ताबरतोड़ करौछक मारि देखि कऽ सोच लागल औ,
खोंच लागल.................................................. ।।

समधिन पड़ले पड़लि ऊतान, झाड़थि अपन पुरनकी शान,
सऽमधि गोरथारी दिसि ठाढ़ कपै छथि कोच लागल औ
खोंच लागल.................................................. ।।

समधिन ऊपर सऽमधि तऽर हुड़ियाठल गतर गतऽर
नूआ केर मुंडी सँ डोराडोरि मे, घोंच लागल औ,
खोंच लागल.................................................. ।।

!! राघव सरकार !!

सुनिऔ औ राघव सरकार केहेन कऽ देलिऐ उपकार
गमकल चरण कमल रज सँ हम्मर सऽड़ल जिनगी ।।

दुलकल दुलकल राजभवन सँ आयलऊँ आश्रम हुलसल मन सँ,
अकारण देखि ऐहेन उपकार चकित भऽ रहल सकल संसार
गमकल.............................................................. ।।

लुटा गेल सर्वस्व हमर छल के सुधि लितय मजाल ककर छल,
अपने दया सिन्धु अवतार कयलहुँ बरका चमत्कार ।
गमकल.............................................................. ।।

मानव की कीट पतंग चरि हमरा त्यागि पड़ायल हे हरि,
हरलहुँ भारी पापक भार कयलहुँ डूबल नैया पार ।
गमकल.............................................................. ।।

चरण बढ़ाउ कृपालु खड़ाडी नेह नोर सॅ लाउ पखारी,
पोछि ऑचर सॅ बांटवार करब हम तरवे कें श्रृंगार ।
गमकल........................................................................ ।।



गंगेश गुंजन:

जन्म स्थान- पिलखबाड़, मधुबनी।श्री गंगेश गुंजन मैथिलीक प्रथम चौबटिया नाटक बुधिबधियाक लेखक छथि आऽ हिनका उचितवक्ता (कथा संग्रह) क लेल साहित्य अकादमी पुरस्कार भेटल छन्हि। एकर अतिरिक्त मैथिलीमे हम एकटा मिथ्या परिचय, लोक सुनू (कविता संग्रह), अन्हार- इजोत (कथा संग्रह), पहिल लोक (उपन्यास), आइ भोर (नाटक)प्रकाशित। हिन्दीमे मिथिलांचल की लोक कथाएँ, मणिपद्मक नैका- बनिजाराक मैथिलीसँ हिन्दी अनुवाद आऽ शब्द तैयार है (कविता संग्रह)।१९९४- गंगेश गुंजन (उचितवक्ता, कथा)पुस्तक लेल सहित्य अकादेमी पुरस्कारसँ सम्मानित ।

**अपन-अपन राधा १८म खेप**

ओना ई सबटा आत्मप्रतारणाक जे थिक हमर अपनहिं उपाय अंततः थिक कि एकर जड़ि आ आरंभ? किएक बनल रहैत अछि हमर एहन दिन-राति-दिन? जीवन जगतक कोन आवश्यकता आ तकर उद्योग हेतु हमर ई निष्क्रिय जीवन-चर्या, आइ आइ भ' गेल कए दिन ।हम जे एना एहि तरहें सब सं कटि क', छूटि क' सबसं सौंसे समाज कें क' एक कात हम जे चलि रहल छी अपन आ अपनहिं एकान्त बाट तकर अर्थ की आ महत्व? सबटा अछि गति विधि ठप्प, सब किछु ठाढ़ । गाछ-बृक्ष ठाढ़ से तं बेश, लगैत छैक बेजाय मेघक तारा पर्यन्त जे जानि नहि, चलैत छैक आ अपन-अपन स्थान बदलि लैत छैक बा नहिं, ज्ञात नहिं, धरतीक लोक कें तं बुझाइत रहैत छैक स्थिरे भने कौखन क' बुझाइत टिमटिमाइत जेकां मुदा ई मनुक्ख आन प्राणी ई

नहिं रहबाक थिक ठाढ़ बेशी काल नहि चाही स्थिर ई थिक अधलाह, असुन्दर । कारण जे ठाढ़ रहब थिक निष्क्रिय कर्म । मनुष्यक महिमा तँ अछि-सकर्मके सकर्मक ।

भने ओ ठेहुन मोड़ने बैसल-बैसल बाँटि रहल हो साबेक जौर। बीच-बीच मे करैत सक्कत अपन मुरेठा, भने रोमि रहल हो कुकुर-बिलाड़ि, भने मोछे पिजबैत हो बड़ी-बड़ी काल-आत्मलीन !

भने मनुक्ख तोड़ैत बेलपात-फूल । लोढ़ा करैत कटनी भ' गेल खेत मे मनुक्ख । एत' धरि जे नीक लगैत अछि-नीक ! अर्थात सक्रिय किछु करैत । मुदा बच्चा कें करैत दुलार ।बैसोने कान्ह पर अपना लगैत अछि लोक दिव्य आ विश्वासी । लगा रहल सानी-पानी माल जालक मनुष्य। आ तहिना पोखरि, धार मे गाय-गोरु-बाछी कें नूरी सं मलि मलि क' नहबैत। एहि सबटा परिस्थिति आ रूप मे मनुष्य सत्तेक मनुष्य बुझाइत अछि। स्त्रीयो तहिना लगैत अछि पिहुआ कें अपना स्तन सँ लगा पिआ रहल दूध ! सुन्दर, वास्तविक ।

स्त्रियो थिक तखनहिं मनुक्ख।

ओहो नहि लगैत अछि बिनु किछु करैत, निष्क्रिय बैसलि बा सूतलि-नीक नहि लगैत अछि स्त्री। कम सं कम अयनाक सोझाँ बैसलि निंहारैत अपन देह-मुख । कम सं कम यत्न आ मन सँ दुनू आँखि केन्द्रित क' दर्पण मे सटैत भाल पर मोन पसिन्न टिकुली , स्त्री एतबा करैत नीक लगैत अछि।बैसलि आ चुप्प स्त्री कथमपि नीक नहि लगैत अछि। बैसलि स्त्री बुझाइत अछि-गृहस्थीक बस्तु जात, जेना-खाट-चौकी-चूल्हि-घैल आ हाँसू बाढ़नि इत्यादि...। स्त्री एहन आ एतबे कदापि ने नीक लगैत अछि।

घोघ तनने डेराएल-धाखें दबल-सहमल बेमोनक मर्यादा ऊघैत सेहो नहि लगैत अछि-स्त्री। किछु मास,दिन कनियाँ-बौआसिन बनलि रहबाक अतिरिक्त बड़ दिब लगैत अछि ओ तथापि,घोड़ैत रंग, बनबैत फाहा करैत चित्रकला,बना रहलि धुरखुर पर कदमक गाछ सप्त पुरइन पात । सूर्य-चन्द्रमा-तारा आ नब नब कोहबरक करैत विन्यास,गबैत गौरी-पूजा काल गीत।अर्थवान सत्य आ तें बड़ विश्वसनीय लगैए स्त्री। सखिसंगीक हेंज मे माथ पर काँख तर लेने घैल पोखरि इनार सँ अबैत हँसी ठट्ठा करैत स्त्री। प्रेमासक्त पुरुष-मुख चुम्बित होइत लगैत अछि विलक्षण ।मुदा टटका घैल सदृश् भरल दूध-वक्ष धरौने नेना, बनि जाइछ स्वयं एकटा अनिर्वचनीय कलाकृति ।एक संग अपने कला आ अपने कलाकार! स्त्री-आँचर तर शिशु पल्लव मुख मे देने निज प्राण-रस थन, नीक लगैए।-दिव्य अलौकिक । -" से तों कोना क' बुझलहिक राधा ? तों ? ई तं छौक नहि तोहर अपन अनुभव। तखन...?" चिहुँकि उठली राधा-ऍं प्रश्न अछि कि ई कोनो आकाशवाणी ? एकान्तहु असकर मे सम्हारि लेलनि माथ पर नूआ, झाँपि लेलनि छाती। नख-शिख सम्हारैत आँचर भ' गेलीह अस्तव्यस्त। लाजें निहुंरि गेलीह। भ' गेलीह कठौत । ठकमूड़ी लागि गेलनि। सोझाँ मे ठाढ़ सद्यः श्रीकृष्ण ! सरस कुटिल मुस्किआइत, चाहैत जवाब एहि स्त्री रूपक। -" माधव अहाँ ?" एतबे तं बाजि सकलीह राधा।

तत्क्षणें भ' गेलीह तुरन्ते स्पर्शित लजबिज्जी !- फेरो एक बेर धोखा ,पुनः कएल छल । जानि नहि ई कपटी सं कहिया भेटत कल ? ने सोझाँ अबैत छथि ने चल्ले जाइत छथि चित्त सँ ।

कामिनी कामायनी

<u>वसंत</u>

नाचि रहल नब नब तरंग

नूतन बसंत नूतन बसंत ।

नब ताल वृन्द़ नब छाग फाग़

न्ब गेह देह नब पात साग ।

नब बाट हाट नब प्रीत गीत

नब लोभ क्षोभ नब हास्य रूदन

नवनीत रूप नब कमल नयन ।

मन हर्षित भ' नितराति कहल

आयल बसंत नबका वसंत ।

नब सखी सखा नब मधुर रास

नबका सूरूज नबका प्रकास ।

नब तालमेल नब धूर खेल

